'विदेह' ५१ म अंक ०१ फरबरी २०१० (वर्ष ३ मास २६ अंक ५१) 

वि दे ह *विदेह Videha* বিদেহ *http://www.videha.co.in विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

१. संपादकीय संदेश

२. गद्य

२.१.  प्रोफेसर राधाकृष्ण चौधरी-मिथिलाक इतिहास (आगाँ)

२.२.जगदीश प्रसाद मंडल-  -दोती विआह- कथा

२.३.अतिश कुमार मिश्र-नेपालक राज्य पुनर्संरचना मे मिथिला आ मैथिली

२.४.सुजीत कुमार झा-नेपालमे मिथिला राज्य की सम्भव छैक ?

२.५.१.डा.रमानन्द झा 'रमण'-तन्त्रानाथझा/ सुभद्रझा जन्मशतवार्षिकी २.- प्रकाश चन्द्र-'प्रयोग' एकांकीक रंगमंचीय दृष्टि

२.६.बिपिन झा-जनमानस हेतु प्रत्यभिज्ञादर्शनक वैशिष्ट्य

२.७.१.**पण्डित ओ हुनक पुत्र-**शिवशंकर श्रीनिवास २.-ॠषि वशिष्ठ-जुआनी जिन्दाबाद

२.८.रामभरोस कापडि भ्रमर- एहि बेर सातम् अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन काठमाण्डूमे हयत

## ३. पद्य

३.१. 

कालीकांत झा "बुच" 1934-2009- आगाँ

३.२.  गंगेश गुंजन:राधा १७म खेप

३.३.  शिव कुमार झा-किछु पद्य

३.४.१.  रामभरोस कापडि भ्रमर-गीत २.  रमण कुमार सिंह- दिल्लीमे...

३.५.१.राजदेव मंडल- सिर बिहून धड़ २.कालीनाथ ठाकुर-एक अभिशाप बापक पाप

३.६.१.सत्यानंद पाठक, गुवाहाटी- आह! जाड चलि गेल! २.दयाकान्त-ई छी मैथिल के पहचान

३.७.१.विनीत उत्पल-पुष्कर २मनीष झा "बौआभाई"- ऋतुपति बसंत (कविता)-

३.८.१.मो. गुल हसन-सभटा चौपट्ट भऽ गेल २.मनोज कुमार मंडल-बहीन३.कल्पना शरण-मिथिलाक तीला संकराति

*४. बालानां कृते-१..*  *जगदीश प्रसाद मंडल-किछु लघुकथा २..*  *देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स)३.कल्पना शरण-देवीजी*

## ५. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

## 6.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

6.1  Dr.Shefalika Verma-SUBLIME LOVE-Translated by poetess herself

6.2.NAAGPHAANS- Maithili novel written by  Dr.Shefalika Verma-Translated by

 Dr.Rajiv Kumar Verma and **Dr. Jaya Verma**, Associate Professors, Delhi University, Delhi.

# 7. VIDEHA MAITHILI SAMSKRIT EDUCATION

# (contd.)

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

RSS विदेह आर.एस.एस.फीड।

RSS "विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

RSS अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

RSS ↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाऊ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।

http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

विश्व पुस्तक मेला, प्रगति मैदान नई दिल्लीमे मैथिली, हिन्दी आ अंग्रेजीक पोथी सभ नीचाँक स्टॉलमे उपलब्ध अछि:

१.अंतिका प्रकाशनक स्टॉल हॉल नं. 12-ए,स्टॉल नं. 6 पर।

२.हॉल नं. 14,स्टैंड-एस 1-2 मे मिथिला दर्शनक स्टॉल छैक।

३.मिथिलांगन सेहो हॉल नं. 2 मे स्टॉल संख्या 624-626 (फोनः23371275)पर उपलब्ध अछि।

# १. संपादकीय

## मैथिली समीक्षा (आगाँ)

१२. स्वतंत्रता/ आरक्षण- एहि दूटा पर घमर्थन। स्वतंत्रता सतही छल, मतदान नकली अछि आ आरक्षण भेदभावपर आधारित, ई घमर्थन करैत शोषक वर्ग। स्वतंत्रता मतदानकेँ जन्म देलक आ पाँच सालपर ई सामाजिक परिवर्तनक ढेर

रास नव समीकरणकेँ जन्म दैत अछि- से शोषित वर्ग लेल हितकारी। असमान सामाजिक स्तरकेँ समान अधिकार देबाक कोनो मतलब नहि। तँ शोषक वर्ग कहत- ओहू आरक्षित वर्गमे ऊँच नीचक जन्म भऽ रहल अछि। मुदा से जातिक आधारपर तँ नहि भऽ रहल अछि आ पहिनेक तुलनामे कम भऽ रहल अछि। जे शूद्र ऋषि कवष ऐलूष वैदिक ऋचाक द्रष्टा छथि, जे महिला अपाला वैदिक ऋचाक द्रष्टा छथि, से करोटमे किएक ठाढ़ रहथि ? पुरातन व्यवस्थाक जातिक भीतरक स्तरीकरण, कर्णकायस्थ आ मैथिल ब्राह्मणक भीतर पञ्जी-प्रथा द्वारा कएल गेल स्तरीकरण, पाइ-पैरवी लऽ दऽ कऽ होइत स्तरीकरणक स्थितिमे नीचाँ ऊपर केनाइ। समाजक बाल-विवाह पक्ष आ विधवा-विवाह विपक्ष आधारित आ पञ्जी आधारित बतहपनीक प्रतीक रूपमे रहैत आइ काल्हिक व्यवस्था सभ। आत्मकेन्द्रित, भाषा-संस्कृति छोड़ैत समाज- कारण एहि सभसँ प्रेम मात्र प्रतीक रूपमे ओ बाल्यकालसँ देखने अछि। पढ़ाइक रूप एखनो असमानतापर आधारित अछिये मुदा पुरनका तुलनामे अकाश पतालक अंतर अछि। कियो पढ़ि-लिखि कऽ अपन समाजमे उच्चसँ उच्चतम स्तर प्राप्त कऽ सकैत अछि आ तखन ने ओकरा पाँजि चाही आ ने किछु आर। फेर ओ ग्राम पंचाएतसँ लऽ कऽ संसद सदस्य धरि पहुँचैत अछि। ठिकेदारी करबासँ लऽ कऽ बस-टेम्पू धरि चला-चलबा सकैत अछि। हम एहि द्वारे नहि पढ़ि सकलहुँ, कलक्टर नहि बनि सकलहुँ कहलापर आब लोक कहैत अछि जे तखन फलनांक बेटा कोना से बनि गेल।

१३. शोषक द्वारा शोषितपर कएल उपकार वा अपराधबोधक अन्तर्गत मरड़पर लिखल जाएबला कथा-कवितामे जे पैघत्वक (जे हीन भावनाक एकटा रूप अछि) भावना होइ छै, तकरा चिन्हित कएल जाए।

१४. मेडियोक्रिटी चिन्हित करू- तकिया कलाम आ चालू ब्रेकिंग न्यूज- आधुनिकताक नामपर। युगक प्रमेयकेँ माटि देबाक विचार एहिमे नहि भेटत, से एहि अन्तर्राष्ट्रीय परिदृश्यक, बुश-सद्दामक आलोचनामे धार ओहि कारणसँ नहि आबि पबैत अछि। कोनो मन्दिर-मस्जिदकेँ जे ओ समर्थन-विरोध करैत छथि वा कोनो नन्दीग्राम-लालगढ़क सेहो तँ ओहिमे सेहो ताहि तरहक धार नहि अबैत अछि। दारू पीबि मँतल मानववाद, धर्मनिरपेक्षतावाद, वामपंथ आ दक्षिणपंथपर हुनकर विचार लागत ओँघाएल। युगक सभ शब्दावली भरताह आ कविता-कथा तैयार। अमेरिकाक आलोचनामे धार कोना आओत आ वामपंथक पक्षमे सेहो- जखन अपन आजीविका दक्षिणपंथक मदतिसँ चलि रहल अछि। संघर्षक अभाव सृजनात्मकताक

स्तरकेँ समए बढ़लासँ बढ़ेबाक बदला घटबैत अछि। युगक अनुरूप सभ चलैए, ओकर विपरीत चलब तखन ने सृजनात्मकताक संग चाही। दोसराकेँ पलायनवादी कहनिहार एहि तरहक सुविधावादी तत्वकेँ चिन्हित करू, गहींर पैसब जिनका लेल संभव नहि। इतिहाससँ जुड़ाव ऐतिहासिक मनोभावनासँ जोड़ि सकत। वर्तमान सामाजिक व्यवस्थाकेँ माटि देबामे धारक अभाव- हीनभावनाग्रस्त आ अपराध भावसँ भरल लेखकसँ संभव नहि। न्याय वैशेषिक आ सांख्य-योगक वस्तुवाद, बाह्यक यथार्थ आ मायाक विरोध, गृहस्थ जीवन, लोक हित। कला आ साहित्यक कृति, आत्माक भीतरक ज्ञान प्रज्ञापर आधारित होइत अछि जे अखण्ड अछि- गति, स्वतंत्रता, सर्जनात्मक परिवर्तन। इतिहास वा साहित्यक इतिहास हम बदलि नहि सकैत छी आ एतए उच्च आ मध्यवर्गक स्मृति आधारित मिथिलाक स्वर्णयुग। मुदा तकर महत्व दूरदर्शन आ चलचित्र टामे भऽ सकैत अछि। उदारवाद। औद्योगिकरण आ तकर आर्थिक विकासक सफलता-असफलता। सामाजिक रूपमे समाजक पिछड़ल वर्गक विरोधकेँ आरक्षण आ स्वतंत्रता पसारि देलक मुदा संगहि एकर तीव्रता कम केलक से चाहे ओ नक्सलवाद होअए वा माओवाद वा मर्क्सवाद-लेनिनवाद। बुर्जुआ वर्गक लेल ई फाएदा रहल। बुर्जुआ वर्गक राजनैतिक आ सांस्कृतिक संगठन पसरल आ सर्वहारा वर्ग धरि पहुँचए से प्रयास आ महिला लोकनिकेँ एहिमे सम्मिलित करबाक प्रयास। पाइ आ सुविधा अपना संग परम्परागत नैतिकताकेँ तोड़लक। कम्पनी अपन स्वतंत्र अस्तित्व बनेलक आ परिवार आ व्यक्ति एहि तरहक कम्पनीकेँ नौकरीपेशा लोकक संग चलबए लागल। प्रकृतिपर नियन्त्रण आ मानवीय व्यवहारक अवलोकन। काजक लेल अन्न आ काजक बदला पाइ, रोजगार गारन्टी कार्यक्रम, जनवितरण प्रणालीक दोकान। रोजगार लेल देश-विदेश छोट होएब, परिवारक आधारपर आघात। पूँजीवादी विश्व अर्थव्यवस्था, परिवर्तन आपरूपी नहि वरन् संघर्ष आ प्रयाससँ भेटत। स्वतंत्र मानवीय संवेदना जे नीक भविष्यक गारंटी नहि दैत अछि तँ ई अधलाहक सेहो गारंटी नहि दैत अछि। हमरा लग विकल्प अछि आ मैथिली साहित्यक पुनर्जीवनक जे किछु प्रमाण भेटि रहल अछि से कम नहि अछि। विकल्प हमरा सभकेँ तकबाक अछि जे सनसनी पसारी आकि कार्य करी।

१५. भारतमे राजनीतिक क्रान्तिक बाद औद्योगिक आ सामाजिक क्रान्तिक संकल्प कएल गेल, विकसित देशमे औद्योगिक क्रान्तिक पहिने सामाजिक क्रान्ति भेल। ताहि कारणसँ हमरा सभकेँ कठिन परिस्थितिक सोझाँ हेबऽ पड़ल। लोकाचार,

चिन्तन क्रम आ दृष्टिकोणक अलाबे पोषण, स्वास्थ्य, सफाइ, चिकित्सा, शिक्षा, आयु-प्रत्याशामे वृद्धि, मृत्युदरमे कमी। आधुनिकीकरण, लोकतंत्रीकरण, राष्ट्र-राज्य संकल्पक कार्यान्वयन, प्रशासनिक-वैधानिक विकास, जन सहभागितामे वृद्धि, स्थायित्व आ क्रमबद्ध परिवर्तनक क्षमता, सत्ताक गतिशीलता, उद्योगीकरण।

१६. समाजक धनाढ्य आ निर्धनमे विभाजन- दुनू वर्गक आकार, स्तर आ बीचक दूरी।

१७. स्वतंत्रता प्राप्तिक बाद नवीन राज्य राजनैतिक-सामाजिक-आर्थिक-सांस्कृतिक समस्या-परिवर्तन आ एकीकरणक प्रक्रिया, कखनो काल परस्पर विरोधी। मानवशास्त्रीय, जातीय, धार्मिक, भाषिक- प्राथमिक आ लघु निष्ठा- स्थानिक, जातीय, धार्मिक-भाषिक आस्था। सामुदायिकताक विकास, मनोवैज्ञानिक आ शैक्षिक प्रक्रिया।

१८. आदिवासी- सतार, गिदरमारा आदि विविधता आ विकासक स्तरकेँ प्रतिबिम्बित करैत अछि। प्रकृतिसँ लग, प्रकृति-पूजा, सरलता, निश्छलता, कृतज्ञता। दिनकर, सामाजिक-धार्मिक उत्सव, सूर्य-चन्द्र-वृक्ष-पर्वत पूजा, पृथ्वी स्तुति आ जलाशय आ नक्षत्रक प्रति आस्था, जनक माने जन (विश)सँ निकलल, मिथिलावासीमे सेहो ई आस्था।

१९. व्यक्तिक प्रतिष्ठा स्थान-जाति आधारित। किछु प्रतिष्ठा आ विशेषाधिकार प्राप्त जाति। किछुकेँ तिरस्कार आ हुनकर जीवन कठिन। अनुसूचित जाति (११००, पहिल सरकारी सूची) +पिछड़ल जाति ३७४३ (मंडल आयोग)= ४८४३. वर्ण-व्यवस्था धार्मिक नहि सामाजिक प्रथा जकर आब कोनो उपयोग नहि। विघटनकारी तत्वक रूपमे विदेशी मानसिकता आ जड़ मानसिकता द्वारा उपयोग संभव।

२०. महिला आ बाल-विकास- महिलाकेँ अधिकार, शिक्षा-प्रणालीकेँ सक्रिय करब, पाठ्यक्रममे महिला अध्ययन, महिलाक व्यावसायिक आ तकनीकी शिक्षामे प्रतिशत बढ़ाओल जाए। गतिशील प्रबन्धन, विकास-प्रक्रियामे स्थान। स्वतंत्रता आन्दोलन आ पर्यावरण आन्दोलन, दहेज-विरोधी आन्दोलनमे सहभागिता, आर्थिक समानता लेल संघर्ष, महिला श्रमिकक बच्चा लेल

बालाश्रय-गृह, बालवाड़ी, आंगनवाड़ी। प्रतिद्वंदिताक कारण कम वेतन, काज करबाक दशा प्रतिकूल, सामाजिक-सांस्कृतिक दृष्टिसँ महत्वहीन स्थान।

२१. स्त्री-स्वातंत्र्यवाद, महिला आन्दोलन।

२२. धर्मनिरपेक्ष- राजनैतिक संस्था संपूर्ण समुदायक आर्थिक आ सामाजिक हितपर आधारित- धर्म-नस्ल-पंथ भेद रहित। धर्म-आस्था वा सामाजिक मूलक आधारपर व्यक्ति वा समूहक बीच विभाजन अस्वीकार। सभ समुदाय शक्तिक उपयोग उत्तरदायित्व आ कर्तव्यक निर्वहन जेकाँ, माने वितरणात्मक न्याय। धर्म-आस्थाक आधारपर कोनो भेद नहि आ राज्य धर्म द्वारा नियंत्रित नहि होएत।

२३. टैगोरक कलात्मकतावाद, गाँधीक नैतिकतावाद, अरविन्द घोषक रहस्यवादी आध्यात्म दर्शन, विवेकानन्दक व्यावहारिक वेदान्तवाद।

२४. विकास आर्थिकसँ पहिने जे शैक्षिक हुअए तँ जनसामान्य ओहि विकासमे साझी भऽ सकैए। एहिसँ सर्जन क्षमता बढ़ैत अछि आ लोकमे उत्तरदायित्वक बोध होइत अछि। सामुदायिक आ राष्ट्रीय जीवन।

२५. विज्ञान आ प्रौद्योगिकी विकसित आ अविकसित राष्ट्रक बीचक अंतरक कारण मानवीय समस्या, बीमारी, अज्ञानता, असुरक्षाक समाधान- आकांक्षा, आशा सुविधाक असीमित विस्तार आ आधार। एहिसँ वैयक्तिक आ राष्ट्रीय शक्तिक अभिवृद्धि होइत अछि।

२६. विधि-व्यवस्थाक निर्धन आ पिछड़ल वर्गकेँ न्याय दिअएबामे प्रयोग होएबाक चाही। न्याय पंचायतकेँ पुनःजीवन।

२७. नागरिक स्वतंत्रता- मानवक लोकतांत्रिक अधिकार, मानवक स्वतंत्र चिन्तन क्षमतापूर्ण समाजक सृष्टि, प्रतिबन्ध आ दबाबसँ मुक्ति। अधिकारक उत्पीड़नसँ बचाव।

२८. प्रेस- शासक आ शासितक ई कड़ी- सामाजिक-आर्थिक-राजनैतिक जीवनमे भूमिका, मुदा आब प्रभावशाली विज्ञापन एजेंसी जनमतकेँ प्रभावित कएनिहार। व्यवस्थामे स्थायित्व आ लोकतंत्रक प्रहरी आ संरक्षक। उद्योगपति प्रेसक मालिक आ सरकार शासन संचालक- प्रेसक स्वतंत्रताकेँ खतरा। नेपाल-भारत सन देश लेल ई खतरा आर बेशी।

२९. नव संस्थाक निर्माण वा वर्तमानमे सुधार, सामन्तवादी, जनजातीय, जातीय आ पंथगत निष्ठाक विरुद्ध, लोकतंत्र, उदारवाद, गणतंत्रवाद, संविधानवाद, समाजवाद, समतावाद, सांवैधानिक अधिकारक अस्तित्व, समएबद्ध जनप्रिय चुनाव, जन-संप्रभुता, संघीय शक्ति विभाजन, जनमतक महत्व, लोक-प्रशासनिक प्रक्रिया-अभिक्रम, दलीय हित-समूहीकरण, सर्वोच्च व्यवस्थापिका, उत्तरदायी कार्यपालिका आ स्वतंत्र न्यायपालिका।

३०. जल थल वायु आ आकाश- भौतिक रासायनिक जैविक गुणमे हानिकारक परिवर्तन कए प्रदूषण, प्रकृति असंतुलन।

३१. कला- एहि लेल कोनो सैद्धांतिक प्रयोजन होएबाक चाही ? सामाजिक संवेदनाक आ मानव क्रियाक एकटा रूप अछि कला। जगतक सौन्दर्यीकृत प्रस्तुति अछि कला। सौंदर्यक कला उपयोगिताक संग। कलापूर्णताक कलाक जीवन दर्शन-संप्रदाय संग।

३२. भावनात्मक वातावरण- सत्यक आ कलाक कार्यक सौंदर्यीकृत अवलोकन, सुन्दर-मूर्त, अमूर्त। प्रकृति कलाविशिष्ट प्रभावशाली स्थिति, शोकजनक, हास्य, मानवक सौंदर्यक अनुभव ओकर अनुभव बिना सम्भव नहि। एहिसँ समाजक सौंदर्यीकरणक प्रति दृष्टिकोण सोझाँ अबैत अछि।

३३. मानसिक क्रिया- मनुष्य सोचैबला प्राणी, मानसिक आ भौतिक दुनूक अनुभूति करएबला प्राणी। शरीर आ मस्तिष्क, दिनुका काज आ रातुक स्वप्न।

३४. विरोधाभास वा छद्म आभास- अस्पष्टता। सैद्धांतिक लाभ।

३५. काण्टक दर्शन- मछहरमे दू इंचक अवकाश बला जाल फेकब तँ दू इंचसँ कमबला माँछ नहि भेटत, तखन ई निर्णय जे एहि पोखरिमे दू इंचसँ छोट माँछ नहि! समीक्षकक जाल जतेक महीन होअए ततेक नीक।

३६. बाल-किशोर साहित्य- जे बच्चा किशोर पढ़त तँ बादोमे भाषाक प्रति घुरत- नोकरी-चाकरी स्थिर भेलाक बाद। कारण स्कूल-कओलेजमे जकर विषए मैथिली नहि अछि वा मैथिली बाल साहित्य नहि पढ़ने अछि से किएक मैथिलीसँ प्रेम करत- अहाँ ओकरा लेल नहि तकबै तँ ओहो नहि ताकत।

३७. सगर राति दीप जरए आ मैथिली समीक्षा- युद्धक कारण- सामाजिक-आर्थिक-राजनैतिक आ तात्कालिक। मात्र तात्कालिक रटि लिअ आ आर सभमे सभटा खरापे-खराप लिखि दियौ- आर्थिक स्थिति खराप- सामाजिक स्थिति खराप आदि। मुदा जे फ्रांसीसी क्रान्तिमे से लिखि देबै तँ ओहि समए ओतुक्का किसानक आर्थिक दशा इंग्लैंडसँ नीक रहै आ सैह फ्रांसकेँ क्रान्ति लेल सक्षम बनेलकै, प्रतिकार लेल सक्षम बनेलकै। तहिना सगर राति दीप जरएमे समीक्षा होइए- शिल्प नीक कथ्य नीक...।

३८. दलित साहित्य- महेन्द्र नारायण राम, बिलट पासवान विहंगम आदि कें छोड़ि दियन्हि तँ मैथिलीमे दलित लेखक आ दलित साहित्य शून्य अछि।

३९. *खेसारी / माघ / आम आ शरद ऋतु / धूमकेतु मोड़पर / यात्रीक उपन्यासमे आषाढ़क आ दोसर मासक तिथि दुइये पृष्ठक अन्तरपर / मोहन भारद्वाज । कुमार पवन*

मोड़पर पृष्ठ १- एक पाँतीसँ ठाढ़ आ कतौ अरड़ा कऽ ओलड़ि गेल धानक सीस- कोसक कोस पसरल हरियर कचोर खेसारीक गद्दा ( माने अंतिम स्थिति)- मुदा खेसारी तँ अगहनक बाद (धानक बाद- गद्दरि तँ आर पहिने होइए) होइत अछि।

यात्री समग्र-पृ.२२० जेठ सुदी चतुर्दशी कऽ रहनि पीसाक वर्षी। पहिले वर्षी..पृ.. २२२- ..कहाँ जे एको दिनक खातिर जाइ, कर्ता बना, अषाढ़ बढ़ि तृतियाक तिथिपर पहिल।

बलचनमाक समीक्षामे मोहन भारद्वाज लिखै छथि- क्यो यात्रीजीकेँ पुछलकन्हि जे बलचनमाक दोसर भाग लिखबा लेल..यात्री कहलखिन्ह जे बलचनमाकेँ तँ आब धोधि भऽ गेल होएतैक। यात्रीकेँ के पुछलकन्हि (काल्पनिक प्रश्नोत्तरी)- फेर जे बलचनमा पढ़ने छथि तिनका बुझल छन्हि जे बलचनमाकेँ मारि कऽ पाड़ि देल गेलै से मृत बलचनमाकेँ धोधि हेतै से यात्रीजी ओहि काल्पनिक प्रश्नकर्ताकेँ किएक कहथिन्ह।

कुमार पवनक पइठ सर्वश्रेष्ठ मैथिली कथा मुदा अहूमे अन्त दुनू भाइक लड़ाइ आदि..एकर बदला दोसर लक्ष्य होएबाक चाही- जेना शोषण।

पंकज पराशर उर्फ अरुण कमल उर्फ डगलस केलनर उर्फ उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 उर्फ.....

डगलस केलनरक नीचाँक आलेखकक पंकज पराशर द्वारा चोरि सिद्ध कएलक जे एक दशक पहिने एहि लेखक द्वारा अरुण कमलक चोरि सँ आइ धरि हुनकामे कोनो तरहक परिवर्तन नहि आएल छन्हि। हँ, आब ओ पटना विश्वविद्यालयक प्रोफेसरक रचना चोरेबासँ आगाँ बढ़ि गेल छथि आ कैलिफोर्निया वि.वि.क प्रोफेसरक रचना चोराबए लागल छथि। एहि सन्दर्भमे हमरा एकटा खिस्सा मोन पड़ैत अछि। २०-२२ बरख पुरान सत्य कथा। दरभंगामे रहैत रही, छतपर हम आ हमर एकटा पिसियौत भाइ

साँझमे ठाढ़ रही। सोझाँमे सरवनजीक घरक बाअड़ीमे खूब लताम फड़ल छलन्हि। हमर पिसियौत भाइ हुनका इशारा दऽ कहलखिन्ह जे दस टा लताम आनू। ओ बेचारे दसटा लताम तोड़लन्हि आ आबि रहल छलाह आकि रस्तामे हमसभ देखलहुँ जे एकटा छोट बच्चा संग हुनका किछु गप भेलन्हि आ ओ पाँचटा लताम ओहि बच्चाकेँ दऽ देलखिन्ह। जखन सरवन जी अएलाह तँ कहलन्हि जे ओ बच्चा हुनका भैया कहि सम्बोधित कएलकन्हि आ पाँचटा लताम मँगलकन्हि- से कोना नञि दितियैक- सरवनजीक कहब छलन्हि। आब पंकज पराशर प्रसंगमे की भेल से देखी। प्रदीप बिहारीजीक बेटा प्रणवकेँ पंकज पराशर नोम चोम्स्की आ डगलस केलनरक रचना दैत छथिन्ह आ तकर अनुवाद करबा लेल कहै छथिन्ह। बेचारा जान लगा कऽ अनुवाद कऽ दैत छन्हि, ई सोचि जे जिनका ओ चच्चा कहै छथि- जे क्रान्तिकारी विचारक छथि (मार्क्सवादी!!!) से कोनो नीक पत्रिकामे ई अनुवाद छपबा देथिन्ह। मुदा छह मासक बाद चच्चाजी कहै छथिन्ह जे नोम चोम्स्की बला रचना हेरा गेल आ डगलस केलनर बला रचनाक अनुवाद नञि नीक रहए से रिजेक्ट भऽ गेल। मुदा क्रान्तिकारी कवि (चोरुक्का सेहो विवरण नीचाँमे अछि) दुनू रचना पहल पत्रिकामे पठा दै छथि- पहल-८६ मे डगलस केलनर बला रचना छपितो छन्हि (आ से अनुवादक रूपमे नहि

वरन् मूल लेखकक रूपमे) आ ओ बैन सेहो कऽ देल जाइ छथि। हमर सरवन जी एकटा बच्चा द्वारा भैया कहलापर पाँचटा लताम ओकरा दऽ दै छथिन्ह मुदा हमर पराशरजी भातिजोक पाँचटा लताम निर्लज्जतासँ छीनि लैत छथि।

आ हम हुनकर खिजबीन तखन करै छी जखन ओ विदेहंमे आइडेन्टिटी बदलि (उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 उर्फ.....) हमरा गारि पढ़ैत छथि- हुनकर रियल आइडेन्टीटी नाङट करै छी। फेर सभसँ गप करै छी आ पाठकक सहयोगसँ *आरम्भ, पहल* क पुरान अंक भेटि जाइत अछि जतए हिनकर कुकृत्य छन्हि।

नीचाँक लिंकपर नीचाँक सभटा आर्टिकल आ कविता आ तकर पंकज पराशर द्वारा चोरिक रचनाक पी.डी.एफ. फाइल डाउनलोड लेल उपलब्ध अछि।

http://www.box.net/shared/75xgdy37dr

सूचना: पंकज पराशरकेँ डगलस केलनर आ अरुण कमलक रचनाक चोरिक पुष्टिक बाद बैन कए विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलनसँ निकालि देल गेल अछि।



Douglas Kellner

Philosophy of Education Chair

Social Sciences and Comparative Education

University of California-Los Angeles

Box 951521, 3022B Moore Hall

Los Angeles, CA 90095-1521

Fax 310 206 6293

Phone 310 825 0977

http://www.gseis.ucla.edu/faculty/kellner/kellner.html

## Intellectuals, the New Public Spheres, and Techno-Politics

The category of the intellectual, like everything else these days, is highly contested and up for grabs. Zygmunt Bauman contrasts intellectuals as legislators who wished to legislate universal values, usually in the service of state institutions, with intellectuals as interpreters, who merely interpret texts, public events, and other artifacts, deploying their specialized knowledge to explain or interpret things for publics (1987; 1992). He thus claims that there is a shift from modern intellectuals as legislators of universal values who legitimated the new modern social order to postmodern intellectuals as interpreters of social meanings, and thus theorizes a depoliticalization of the role of intellectuals in social life. .......



अरुण कमल

Arun lives in Patna where he teaches English at the Science College of Patna University.

**नए इलाके में**

जहाँ रोज बन रहे नये नये मकान
मैं अक्सर रास्ता भूल जाता हूँ
खोजता हूँ ताकता पीपल का पेड़
खोजता हूँ ढहा हुआ घर
और ज़मीन का खाली टुकड़ा जहाँ से बायें
मुड़ना था मुझे
फिर दो मकान बाद बिना रंग वाले लोहे के फाटक का
घर था इकमंजिला
चल देता हूँ
या दो घर आगे ठकमकाता
रोज कुछ घट रहा है
यहाँ स्मृति का भरोसा नहीं

एक ही दिन में पुरानी पड़ जाती है दुनिया

जैसे वसंत का गया पतझड़ को लौटा हूँ

जैसे वैशाख का गया भादो को लौटा हूँ

और पूछो -

क्या यही है वो घर?

आ चला पानी ढहा आ रहा अकास

शायद पुकार ले कोई पहचाना ऊपर से देख कर

संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ ३० जनबरी २०१०) ९३ देशक १,०६८ ठामसँ ३७,७३१ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ २,२३,८२० बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।

http://www.box.net/shared/75xgdy37dr

गजेन्द्र ठाकुर

नई दिल्ली। फोन-09911382078
ggajendra@videha.co.in
ggajendra@yahoo.co.in

२. गद्य

२.१.प्रोफेसर राधाकृष्ण चौधरी-मिथिलाक इतिहास (आगाँ)

२.२.जगदीश प्रसाद मंडल--दोती विआह- कथा

२.३.अतिश कुमार मिश्र-नेपालक राज्य पुनर्संरचना मे मिथिला आ मैथिली

२.४.सुजीत कुमार झा-नेपालमे मिथिला राज्य की सम्भव छैक ?

२.५.१.डा.रमानन्द झा 'रमण'-तन्त्रानाथझा/ सुभद्रझा जन्मशतवार्षिकी २.- प्रकाश चन्द्र- 'प्रयोग' एकांकीक रंगमंचीय दृष्टि

२.६.बिपिन झा-जनमानस हेतु प्रत्यभिज्ञादर्शनक वैशिष्ट्य

२.७.१.पण्डित ओ हुनक पुत्र-शिवशंकर श्रीनिवास २.-ऋृषि वशिष्ठ-जुआनी जिन्दाबाद

२.८.रामभरोस कापडि भ्रमर- एहि बेर सातम् अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन काठमाण्डूमे हयत

प्रोफेसर राधाकृष्ण चौधरी (१५ फरबरी १९२१- १५ मार्च १९८५) अपन सम्पूर्ण जीवन बिहारक इतिहासक सामान्य रूपमे आ मिथिलाक इतिहासक विशिष्ट रूपमे अध्ययनमे बितेलन्हि। प्रोफेसर चौधरी गणेश दत्त कॉलेज, बेगुसरायमे अध्यापन केलन्हि आ ओ भारतीय इतिहास कांग्रेसक प्राचीन भारतीय इतिहास शाखाक अध्यक्ष रहल छथि। हुनकर लेखनीमे जे प्रवाह छै से प्रचंड विद्वताक कारणसँ। हुनकर लेखनीमे मिथिलाक आ मैथिलक (मैथिल ब्राह्मण वा कर्ण/ मैथिल कायस्थसँ जे एकर तादात्म्य होअए) अनर्गल महिमामंडन नहि भेटत। हुनकर विवेचन मौलिक आ टटका अछि आ हुनकर शैली आ कथ्य कौशलसँ

पूर्ण। एतुक्का भाषाक कोमल आरोह-अवरोह, एतुक्का सर्वहारा वर्गक सर्वगुणसंपन्नता, संगहि एतुक्का रहन-सहन आ संस्कृतिक कट्टरता ई सभटा मिथिलाक इतिहासक अंग अछि। एहिमे सम्मिलित अछि राजनीति, दिनचर्या, सामाजिक मान्यता, आर्थिक स्थिति, नैतिकता, धर्म, दर्शन आ साहित्य सेहो। ई इतिहास साहित्य आ पुरातत्वक प्रमाणक आधारपर रचित भेल अछि, दंतकथापर नहि आ *आह मिथिला! बाह मिथिला!* बला इतिहाससँ फराक अछि। ओ चर्च करैत छथि जे एतए विद्यापति सन लोक भेलाह जे समाजक विभिन्न वर्गकेँ समेटि कऽ राखलन्हि तँ संगहि एतए कट्टर तत्त्व सेहो रहल। हुनकर लेखनमे मानवता आ धर्मनिरपेक्षता भेटत जे आइ काल्हिक साहित्यक लेल सेहो एकटा नूतन वस्तु थिक ! सर्वहारा मैथिल संस्कृतिक एहि इतिहासक प्रस्तुतिकरण, संगहि हुनकर सभटा अप्रकाशित साहित्यक विदेह द्वारा अंकन (हुनकर हाथक २५-३० साल पूर्वक पाण्डुलिपिक आधारपर) आ ई-प्रकाशन कट्टरवादी संस्था सभ जेना चित्रगुप्त समिति (कर्ण/ मैथिल कायस्थ) आ मैथिल (ब्राह्मण) सभा द्वारा प्रायोजित इतिहास आ साहित्येतिहास पर आ ओहि तरहक मानसिकतापर अंतिम मारक प्रहार सिद्ध हएत, ताहि आशाक संग।-सम्पादक

## मिथिलाक इतिहास

**अध्याय १३**

### मिथिलामे अंग्रेजी राजक अमल

(१७६५ १९४६)

१७६४क वक्सरक लड़ाई भारतक हेतु एकटा निर्णायक युद्ध छल कारण एकरा बाद इ स्पष्ट भगेल छल जे उत्तर भारतक कोनो शक्तिकेँ आब अंग्रेजसँ मुकाबिला करबाक क्षमता नहि रहि गेल छलन्हि। १७६५मे

अंग्रेजी इस्ट इण्डिया कम्पनीकेँ जखन दिवानी भेटलैक तखनहिसँ भारतमे अंग्रेजी राज्यक स्थापनाक वीजारोपण सेहो भगेलैक। १८म शताब्दी उत्तर भारत आ दक्षिण भारतक महत्वाकाँक्षी नेता लोकनिक स्वार्थ पूर्त्तिक युग छल जखन लोग देशक पैघ स्वार्थकेँ बिसैरि अपन छोट छोट स्वार्थक पूर्त्तिक हेतु देशक बलिदान करैत जाइत गेलाह। तिरहूत औरंगजेब समय धरि मुर्शिदाबादक नवावक मातहदीमे छल। १७४०सँ बिहार आ तिरहूतक भाग्य मुर्शिदाबादसँ मिलल छल आ ओहिठामक नवाव बिहारमे अपन उपनवाव बहाल करैत छलाह। अलीवर्दी खाँ पहिने बिहारेक उपनवाव छलाह। अलीवर्दीक कृपासँ अंग्रेज व्यापारी लोकनिकेँ थोड़ेक सुविधा प्राप्त भेल रहैन्ह।

१७५६मे अलीवर्दीक मृत्यु भगेलैक आ तकर बाद सिराजुद्दौलाह बंगालक नवाव भेल। अंग्रेज लोकनि अपन कुचक्रसँ पलासीक युद्धमे सिराजकेँ परास्त कए मीरजाफरकेँ १७५७मे नवाव बनौलन्हि। १७६०मीरजाफरकेँ हटाकए मीरकासिमकेँ नवाव बनाओल गेल। मीरकासिम मूंगेरकेँ अपन राजधानी बनौलन्हि। हुनका अंग्रेजसँ पटैत नहि छलन्हि आ बरोबरि खटपट होइत रहन्हि आ अंग्रेज मीरकासिमक चुस्ती चालाकीसँ खार खाइत छलाह। १७६३मे अंग्रेज आर मीरकासिमक बीचक आर सम्बन्ध खराब भगेल आर मीरकासिम दिल्लीक शाह आलम आर अवधक नवाव शुजाउद्दौलाहक सहाय्यसँ अंग्रेजक पटनामे स्थित कम्पनीपर धावा करबाक विचार केलन्हि। एकरे नतीजा भेल १७६४क बक्सरक लड़ाई। एहिमे अंग्रेज लोकनि विजयी भेलाह आ १७६५मे हुनका दिवानी भेटलन्हि। बंगाल, बिहार आ उड़ीसाक ओ अप्रत्यक्ष रूपेँ मालिक भगेलाह। तहियेसँ मिथिलामे अंग्रेजी राज्यक अमल मानल जा सकइयै। १७६५मे राबर्ट बारकर अपन सेनाक संग उत्तरी बिहारमे विदोही जमीन्दारकेँ दबेबाक हेतु ऐलाह। बेतियाक जमीन्दार जे गत दू वर्षसँ अराजक स्थितिसँ लाभ उठाकेँ विद्रोहक

झंडा गारि देने छलाह तनिका ई दतेलन्हि। ओ जमीन्दार अपन किलामे नुका रहल छला। बारकरक पहुँचलाक बाद ओ तुरंत हुनकासँ समझौता कऽ लेलन्हि आर सबटा बकिऔता चुका देलन्हि। बारकर बेतियाक सम्बन्धमे बड्ड बढ़िया विवरण देने छथि। १७७२मे जखन बोर्ड आफ रेवन्युक स्थापना भेल तखन तिरहूतक सेहो राजस्वक आधारपर समझौता भेल। १७७४मे तिरहूतकेँ पटनाक अधीन कदेल गेलैक। १७७२मे फ्रांसीस ग्रैण्ड तिरहूतक प्रथम कलक्टर भके एलाह। ग्रैण्ड नीलहा कोठीक संस्थापक सेहो छलाह आर हिनके प्रयासे समस्त तिरहूतमे नीलहा कोठीक जाल बिछा देल गेल छल। १७८७धरि ग्रैण्ड साहेब रहलाह आर एहि बीच ओ समस्त तिरहूतक सर्वेक्षण राजस्वक दृष्टिये केलन्हि। तकर वार्थस्ट एला।

१७६२मे राज प्रताप सिंह भौरसँ हटाकेँ दरभंगामे अपन राजधानी लऽ अनले छलाह। १७७०मे जखन पटनामे रेवेन्यु कौंसिलक स्थापना भेल तखन पुनः प्रताप सिंहकेँ अपन जमीन्दारीक मुकर्ररी कम्पनीसँ भेटलन्हि। केली तिरहूतक राजस्व अधीक्षक भऽ कऽ एलाह। १७७१मे प्रताप सिंह आर केलीमे मतभेद प्रारंभ भेल। राजाक ओतऽ बहुत रास बकिऔता भऽ गेल छलन्हि आर अंग्रेज लोकनि हिनक पुरान स्तित्वकेँ नहि रहए देमए चाहैत चलथिन्ह। माधवसिंहक समयमे फेर नव हिसाबे कम्पनीक संग समझौत भेलन्हि, ओना राज्यारोहणक पूर्वहिं माधवसिंहकेँ धीरज नारायणसँ कैकटा परगन्ना भेटल छलन्हि। सबटा बकिऔता चुकौला पर राज्य पुनः माधवसिंहकेँ वापस भेलन्हि। ताहि दिनमे एक प्रकारक अस्थायित्व छल तैं लगले लगले परिवर्त्तनो होइत रहैत छल। तथापि १७८१ सँ १७८९ धरि दरभंगा निस्तुकी रूपें माधव सिंहक अधीन रहल। वार्थस्ट्र कलक्टर दरभंगा आवि महाराजसँ भेटकए अनुरोध केलकन्हि जे दमामी बन्दोबस्त मानि लैथ परञ्च माधवसिंह बड़ा चिंतामे पड़ि गेल छलाह आर कोनो निर्णय लेवामे असमर्थ रझलाह। वो गवर्नर जेनरलसँ अनुरोध केलन्हि जे

हुनक राज्य घुरा देल जान्हि। जखन ई सब वार्तालाप छल तखन हुनका कराम अलीक स्टेट सेहो प्राप्त भेलैन्ह (१७९५)। एहिमे १५परगन्नामे ३५टा गाम छल। सरकार बहादुर अहिबातकेँ नहि मानि एहि सब दान बला गाँव अपन राज्यमे मिला लेलक। पुनः झंझटक बाद १८००ई.मे इ सम्पत्ति राजकेँ भेटलैक। अतंतोगत्वा दरभंगा राज सेहो दमामीबन्दोबस्तक अधीन भगेल।

महाराज छत्रसिंहक समयमे कम्पनीक संग सम्बन्ध आर बढ़िया भेलैक। कम्पनीकेँ तखन नेपालसँ खटपट होइत छलैक आर लड़ाईक संभावना बढ़ल जाइत छलैक। कम्पनीक प्रतिनिधि महाराजसँ भेंट केलक आर हिनकासँ अनुरोध केलकन्हि जे संभावित गोरखा आक्रमणक विरूद्ध हिनका लोकनिकेँ सतर्क रहबाक चाही। तिरहूतक कलक्टर सीलीकेँ सेहो लिखल गेलैक जे ओ क्षेत्रक सब जमीन्दार सबसँ सेना प्राप्त करबाक प्रयास करे। सीली सेजर बैडशाक नाम जे पत्र लिखने छलाह जनकपुरसँ ताहिसँ ज्ञात होइछ जे दरभंगा महाराजकेँ छोड़ि केओ सक्रिय सहयोग नहि देने छलन्हि। छत्रसिंह करीब ९हजार टाकाक मदति सेहो देने रहथिन्ह। योग्य सैनिकक व्यवस्था सेहो इ कऽ देने छलथिन्ह। हिनक खुफिया सब अंग्रेजकेँ गोरखाक आक्रमणक पूर्व सूचना एवं ओकरा सबहिक बढ़बाक बाटक संकेत सेहो देलकन्हि। नेपालक विरूद्धक संघर्षमे अंग्रेजक मुख्य सहायक (सब तरहें) छत्र सिंह छलाह आर अंग्रेज सेना तखन पुपरी तक पहुँच चुकल। खिसियाकेँ नेपालक राजा अपन सैनिककेँ ई आदेश देलन्हि जे वो तिरहूत जिलाक सब गामकेँ लूट पाट शुरू करे। जखन नेपालक विरूद्ध अंग्रेजक जीत भेलैक तखन छत्रसिंहकेँ महाराज बहादुरक पदवी भेटलन्हि। युद्ध समाप्त भेला उत्तरो अंग्रेजक अनुरोधपर छत्रसिंहक सेना मोतिहारीमे बनल रहल। ई लोकनि सतत अंग्रेजक खैरखाह बनल रहल। महेश्वर सिंहक समयमे सिपाही विद्रोह भेल। अंग्रेजकेँ हिन्दुस्तानी जमीन्दारपर सन्देह होइते छलैक आर

ताहि पर एकटा कारणो आवि गेलैक। एक अफवाह प्रसारित भेलैक जे बहेड़ाक डिपुटी मजिस्ट्रेट मिस्टर डोवटनपर महाराजक एकटा कर्मचारी बन्दुक उठौलक यद्दपि ई बात किछु दोसर छलैक। महाराज अपन स्वामीभक्ति प्रदर्शित करबाक हेतु अंग्रेजकेँ नाथपुर आर पुर्णियाँक बीच डाक व्यवस्था चालो रखबाक हेतु १६टा घोड़सवार देलथिन्ह। १०० सिपाही सेहो ओ अंग्रेजकेँ पठौलन्हि मुदा ओ लोकनि संशकित रहबाक कारणे ओकरा घुरा देलन्हि। १८५५मे संथाल विद्रोहकेँ दबेबाक हेतु सेहो महाराज हाथी इत्यादि कम्पनीक सैनिककेँ देने छलथिन्ह। महाराज महेश्वर सिंहक बाद कोर्ट आफ वार्डस भऽ गेलैक। तिरहूतमे सिपाही विद्रोहक प्रभाव कोनो रूपें कम नहि छल।

अंग्रेजक संग बढ़िया सम्बन्ध रखितहुँ महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह देशक नब्जकेँ चिन्हलन्हि आर काँग्रेसक प्रारंभिक अवस्थामे जे जानसँ मदति केलन्हि जकर उल्लेख हम पूर्वहिं कऽ चुकल छी। सिपाही विद्रोहक बाद समस्त भारतपर अंग्रेजक एकछत्र राज्य कायम भेल आर तिरहूत कमीश्नरीक एकटा अंग जिलाक रूपमे दरभंगा राजक नामें प्रसिद्ध भेल आर उत्तर बिहारक प्रायः सब जिलामे किछु न किछु हिनका लोकनिकेँ रहबे करैन्ह। रामेश्वर सिंह आर कामेश्वर सिंहक समयमे सेहो ब्रिटिश सरकारक संग सम्बन्ध बढ़िये रहलैन्ह आर १९३५_१९३६मे महाराज कामेश्वर सिंह अपन स्तित्वकेँ आर दृढ़ केलन्हि आर हुनकमे बृद्धि भेलन्हि। नेहि भऽ राज्यक स्थिति प्राप्त करबाक हुनक पैघ अभिलाषा छलैन्ह आर अहि दिशामे ओ बहुत प्रयत्नो केने छलाह। सामान्य प्रतिष्ठाक हिसाबे आन जमीन्दारक अपेक्षा दरभंगा राज्यक विशेष महत्व छलैक आर अंग्रेज लोकनि एकरा अपन एकटा पैघ सम्बन्ध मानैत छलाह। १९३५क कानूनक बाद जे राष्ट्रीयताक एकटा वयार बहल तकरा फलें परिवर्त्तन स्वाभाविक भगेल आर १९४६मे भारतक स्वाधीनताक बाद बिहार पहिल राज्य छल जे जमीन्दारी उन्मूलनक

हेतु कानून पास केलक आर बिहारसँ जमीन्दारी प्रथा समाप्त भगेल। बिहारक सब जमीन्दार समाप्त भगेला आर ओहि क्रममे मिथिलाक सबसँ पैघ जमीन्दार जे कहियो मिथिलेशो कहबैत छलाह। सेहो समाप्त भगेला।

II

**तिरहूतमे नीलहा कोठीक इतिहासे:-** उत्तर बिहार आधुनिक भारतक इतिहासक दृष्टिकोणसँ बड्ड महत्वपूर्ण मानल गेल अछि कारण नीलक खेती अहिठाम होइत छल आर एकरा हेतु अंतर्राष्ट्रीय बाजार प्राप्त छल। नीलक अपन महत्व होइत छैक आर जखन ई बुझना गेलैक जे उत्तर बिहार एकरा हेतु उपर्युक्त स्थान अछि तखन इस्त इण्डिया कम्पनीक कार्यकर्त्ता लोकनिक ध्यान अहि दिसि जाएब स्वाभाविके। अंग्रेजक आगमनक पूर्वहिंसँ अहिठाम नीलक खेती बढ़िया जकाँ होइत छल। युरोपमे ई रंग ततेक जनप्रिय भगेल छलैक जे एकर माँग बढ़ि गेल छलैक। भारतवर्षमे सेहो एकर खेतीक प्रश्न किछु विवाद उठल हेतैक जकर कारण स्पष्ट नहि अछि मुदा १८३७ई.क लार्ड मैकौलक एकटा मेमोरेण्डम छैक जाहिसँ अहि वस्तुपर प्रकाश पड़इयै आर ई आभास भेटइयै जे तकर बादसँ बंगालमे नीलक खेती कम होमए लागल आर नीलक खेतीपर तिरहूत विशेष ध्यान दिये जाए लागल।

१७८२ग्रैण्ड तिरहूत क कलक्टर भऽ कऽ आएल छलाह आर १७८५मे ओ लिखैत छथि जे ओ अपने तिरहूतमे नीलक खेतीक सूत्रपात युरोपिय पद्धतिपर केलन्हि। ई ओ सबटा अपने खर्चपर केने छलाह। अंग्रेजक सर्वप्रथम फैक्ट्री ओना तिरहूतमे १६५० १७००क बीच हाजीपूरक समीप सिंधिया अथवा लालगंजमे भेल छल आर तहियासँ अहि क्षेत्रमे अंग्रेजक प्रभाव बढ़ैत गेल आर ग्रैण्ड जखन कलक्टर भऽ कऽ एलाह तखन नीलक

खेतीकेँ विशेष प्रोत्साहन भेटल। ग्रैण्ड एकरा एकटा उद्योगक हिसाबे विकसित केलन्हि। १७८८क ४फरबरीक एकटा रिपोर्टमे कहल गेल अछि जे तिरहूत कलक्टरीमे जे बारह गोटए युरोपियन रहैत छथि ताहिमे १०गोटए नीलक खेती करैत छथि। ई बारहो गोटए कम्पनीक नौकर नहि छलाह। एहिमे सँ ६ गोटएक नाम छल पीटर डी रेजेरियो, जेम्स जेंटिल, जी. डब्लु. एस. शुभान, जेम्स गेलन, जान मिलर आर फ्रांसिस रोज। जेम्स गेलन रेजेरियोक मनेजर छलाह। फ्रांसीस रोज जबर्दस्ती तिरहूतमे राजवल्लभक जागीरमे अपन नीलक खेती शुरू कऽ देने छलाह। १७९३मे नील फैक्ट्रीक संख्या ९भऽ गेल छल। नील फैक्ट्रीक स्थापना कानूनी व्यवस्था जटिल भऽ गेल आर ओहिपर सरकारकेँ ध्यान देमए पड़ैत छलैक। एकर कारण ई छल कि ई लोकनि तरह तरहक अन्याय आर जोर जबर्दस्ती करैत जाइत छलाह। १७९३मे तिरहूतक जज नीवकेँ बाध्य भऽ कए डोनबल नामक एक फ्रेंच नागरिक तथा टोमस पार्ककेँ तिरहूत छोड़बाक आदेश देमए पड़ल छलन्हि। टोमस पार्क सरैया आर सिंहियामे बिना कोनो लाइसेंसकेँ कतहु बसब ताहिदिनमे गैरकानूनी छल। ढ़ोलीक जेम्स आर्नल्डकेँ सेहो जज महोदय ताकिद कऽ देने छलाह जो स्थानीय लोकनिक कुलाचारपर ध्यान राखैथि आर ओकरा विरूद्ध कोनो काज नहि करैथ। एहेन आदेश देबाक कारण ई छल जे जेम्स आर्नल्ड एकटा ब्राह्मणकेँ मारि बैसल छलाह। एवं प्रकारे रोज कोनो ने कोनो समस्या उठिते छल आर एकर विस्तृत इतिहास हमरा लोकनिकेँ मिन्डन विलसनक **"हिस्ट्री आफ बिहार इंडिगो फैक्ट्रीज**"मे भेटैत अछि। ९टा प्रारंभिक नीलक कोठी जे फुगल छल तकर विवरण एवं प्रकारे अछि:-

(i) दाउद्पुर -

(ii) सराय - विलियम औखी हण्टर

(iii) ढ़ोली -

(iv) अधर - जेम्स जेंटिल

(v) शाहपुर - रिचार्डसन परविस

(vi) काँटी - अकेजेण्डर नामेल

(vii) मोतीपुर -

(viii) दयोरिया - फिंच

(ix) बनारा - ल्पुयिस किक तथा शुभान

१७९४मे मात्र ७६७ बीघा १४ कट्ठा जमीनपर नीलक खेती होइत छल मुदा थोड़वे दिनमे ओकर एतेक विकास भेलैक जे समस्त उत्तर बिहारक कोन- कोनमे नीलहा साहेब सब पसरि गेल आर बढ़ियासँ बढ़िया जमीनपर अपन अधिकार कऽ लेलक। १८०३मे २५टा नील कोठी छल जाहिमे प्रमुखक नाम अछि भवराहा (भौर), मुहम्मदपुर, बेलसर, पिपराघाट, दलसिंहसराय, जितवारपुर,

तिवारा, कमतौल, चितवारा, पुपरी, शाहपुरूण्डी इत्यादि। १८१०मे कलक्टर अहिबातक अनुशंसा केलन्हि जे २५टा नील फैक्ट्रीकेँ खजानासँ कर्ज देल जाइक कारण ई लोकनि अपना क्षेत्र बेकार सबकेँ काज दैत छथि आर एवं प्रकारे बेकारीक समस्याकेँ दूर करैत छथि। १८१०मे लगभग १०,०००मन नील तिरहूतसँ कलकत्ता पठाओल जाइत छल। चम्पारणमे नेपाल युद्ध समाप्त भेलाक बाद कर्नल हीकी नामक एक व्यक्ति १८१३ई. मे नीलक खेती शुरू केलन्हि। हीकी बारामे अपन फैक्ट्री फोललन्हि। ओकर ठीक बाद राजपुर आर तुरकौलियामे मोरन आर नहल अपन अपन नीलक कारखाना खोललन्हि। १८४५मे सिरहामे कैप्टेन टाइलर अपन कारखाना खोललन्हि।

१८१६मे चम्पारणमे नीलक खेतीक उल्लेख नहि भेटइयै मुदा १८३०क रिपोर्टमे एकर वर्णन अछि। चीनीक स्थानपर लोग नील उपजाएब शुरू केलन्हि। नीलक खेती अहि हिसाबसँ बढ़ए लागल कि तिरहूतक कलक्टर घबरा गेला १८२८मे लिखलन्हि जे आब अहिपर रोक लगाना चाही। १८५०मे तिरहूतमे (दरभंगा मुजफ्फरपुर)मे ८६टा नीलक कारखाना भगेल छल। सब गोटए चीनीक कारबार छोड़ि नीलपर उतरि गेल छलाह। नील उद्योगपर युरोपियन लोकनिक एकाधिपत्य छलन्हि। सिपाही विद्रोहक समयमे जे तिरहूतमे वेसी विस्फोट नहि भेल तकर कारण इएह छल जे अहि क्षेत्रमे नीलहा साहेबक बोलबाला आर दबदबा छल आर मजूर सब हिनका सबसँ रोजी रोटी पबैत छल आर तैं दबाबमे रहैत छल। सिपाही विद्रोहक समयमे अहि क्षेत्रमे शांति स्थापनाक भार सरकार हिनके लोकनिपर छोड़ि देने छलन्हि आर ई लोकनि ओकर नीक जकाँ निर्वाह केलन्हि। दलसिंहसराय,

तिवारा आर जितवापुरक कारखाना पुरान छल आर ओहि सबहक बड़ड धाक छलैक। १८७४मे तिरहूतक सबसँ पैघ नीलक कारखाना पण्डौलमे छलैक जकर क्षेत्रफल ३०० वर्गमील छलैक।

१८६७_६८मे नीलक खेतीक विरोधमे एकटा जबर्दस्त प्रदर्शन चम्पारणमे भेलैक। रैयतक शोषण चरमोत्कर्षपर छलैक आर ओकर कोनो निदान सेहो नहि बहराइत छलैक। मजदूरकँ पूरा पारिश्रमिक नहि देल जाइत छलैक। मजदूर लोकनि नीलक खेती करबासँ इंकार करए लागल आर जिउकतिया नामक गाममे अहि विरोधक पहिल उदाहरण भेटैत अछि। आनगामक लोग सब सेहो एकर देखा_देखी शुरू केलक। अहि वस्तुकँ जल्दी सोझरेवाक हेतु मोतिहारीमे तत्काल कचहरीक स्थापना भेल। रैयतक प्रति थोड़ेक सुविधा सेहो देखाओल गेल। अंग्रेजकँ शक्ष भेलैक जे अहि आन्दोलनकँ केओ उसका रहल अछि। आर हुनका लोकनि दृष्टि बेतिया राजपर गेल। १८७६मे बेतिया राजमे अंग्रेज मनेजर बहाल भेल आर तकर बाद फेर अंग्रेज लोकनि नीलक खेती दिस ध्यान देलन्हि। १९म शताब्दीक अन्त धरि चम्पारणमे कुल २१ फैक्ट्री आर ४८टा ओकर शाखा छल। चम्पारण, मुजफ्फरपुर, दरभंगाक नीलहा साहेब मिलि कऽ १८०१मे अपना सबहिक हेतु एकटा नियम बनौलन्हि आर १८७७ ओ लोकनि **बिहार इण्डिगो प्लांटरस एशोसियेशन** नामक संस्था सेहो स्थापित केलन्हि। एकर मुख्यालय मुजफ्फरपुरमे छल आर एकरा सरकारसँ मान्यता छलैक।

मूंगेर, भागलपुर, पूर्णियाँक बिभिन्न भागमे नीलक खेती पसरि गेल आर बेगूसराय, सहरसा, पूर्णियाँ आर कटिहार जिलाक बिभिन्न नीलहा कोठीक ताँता लागि गेल छल। १८९६मे मंझौल, बेगूसराय,

भगवानपूर, बेगमसराय, दौलतपुर आदि स्थानमे नीलक कारखाना खुजल छल। ओनासँ १८७७सँ अहि जिलामे नीलक प्रसार भऽ चुकल छल। बेगूसरायक कोठी १८६३मे बनल छल। सहरसामे चपराम, सिंहेश्वर, पथरघट, राघोपुर आदि क्षेत्रमे प्रमुख नीलक कोठी सब छल आर तहिना पुर्णियाँ आर कटिहारमे सेहो। एक्के नीलहा साहेबक कैकटा कोठी होइत छल। प्रतापगंज दिसि सेहो एकटा प्रसिद्ध कोठी छल।

तिरहूत प्लांटरस लोकनि एकटा सैनिक टुकड़ी सेहो बनौने छलाह जकर नाम छल। **'दऽ बिहार लाइट हार्स'**। १८५७_५८क सिपाही विद्रोहक समयमे जखन हिनका लोकनिकेँ तिरहूतमे शांति सुरक्षा रखबाक भार देल गेल छलन्हि तखन ई लोकनि सरकारक समक्ष अहि आशयक एकटा आवेदन हेतु एक प्रकार सैनिक संगठन करबाक अधिकार भेटैन्ह। १८६१_६२ई. अधिकार हिनका लोकनिकेँ भेटलन्हि आर ई लोकनि **'सूबा बिहार माउंटेड राइफिल्स'** नामक एकटा संस्था बनौलन्हि। १८८६मे ओकर नाम बदलिकेँ **'बिहार लाइट हार्स'**कऽ देल गेल। १९१४_१८क प्रथम विश्वयुद्धमे एहिसँ सरकारकेँ बहुत सहायता भेटल छलैक। १९२०मे एक कानून द्वारा एकरा **'आक्जिलियरी फोर्स'**मे परिवर्त्तित कऽ देल गेलैक।

१९म शताब्दीक अन्तिम चरणमे नीलक खेतीकेँ बड़का धक्का लगलैक। १८९६मे जर्मनीमे एकटा सिंथेटिक सस्त नीलक आविष्कार भेलैक आर संसार भरिमे प्रसिद्ध भऽ गेलैक आर एकर परिणाम ई भेलैक जे अहिठामक नीलक खेती समाप्त होमए लगलैक। नीलक दाम २५०सँ घटिकेँ १५०/- मन

भगेलैक। जाहिमे नील उपजैत छलैक ताहिमे लोग तम्बाकु आर कुसियारक खेती शुरू केलक। **प्लैंटरस एशोसियेसन** सेहो अहि प्रकारक निर्णय लेलक। १९१४मे विश्वयुद्धक कारण जब जर्मनीसँ नील एनाए बन्द भऽ गेलैक तखन फेर साहेब लोकनिक ध्यान अहि दिसि गेलन्हि आर पुनः नीलक खेत शुरू भेल मुदा से बहुत दिन धरि चलल नहि। नीलक खेती समाप्त भेल।

III

**स्वातंत्र्य संग्राम आर मिथिला:-** प्राचीन मिथिलाक सीमा अंग्रेज अमलमे आबिकेँ नहि रहि गेल। अंग्रेजक आगमन कालहिसँ प्रत्यक्ष एवँ अप्रत्यक्ष रूपेँ ओकर विरोध सबठाँ शुरू भऽ गेल छल कारण हुनका लोकनिक स्वार्थ अपन साम्राज्य विस्तारमे छलन्हि, जनताक कल्याणमे नहि। तथापि शक्तिशाली होयबाक कारणे आर अहिठाम आंतरिक फूट रहबाक कारणे हुनका लोकनिजे सफलता भेटलन्हि तकरा परिणाम स्वरूप ओ लोकनि २००वर्ष धरि अहिठाम शासन केलन्हि आर १९४७मे अहि देशक पिण्ड छोड़िकेँ ओ लोकनि गेला।

मिथिलामे सिपाही विद्रोहक बाद जे विरोधक पहिल आवाज उठल छल से उएह जे चम्पारणमे किसान लोकनि नीलहा कोठीक साहबक विरूद्ध उठौने छलाह आर तिरहूतक हिसाबे ओ एकटा महत्वपूर्ण घटना भेल। ओहि विद्रोहक सूत्रकेँ महात्मा गाँधी १९१७मे चम्पारणमे पकड़लन्हि आर सत्यक संग अपन योग शुरू केलन्हि। अहि दृष्टिकोणसँ ई निर्विवाद रूपें कहल जा सकइयै जे वास्तविक अर्थमे स्वाधीनता संग्रामक श्रीगणेश गाँधीक युगमे मिथिलहिक आँगनसँ भेल। जँ कहियो

महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह लाउथर कास्टल कीनिकेँ काँग्रेसक सेसनक हेतु देने छलाह तँ काँग्रेस ओकर प्रतिदान चम्पारणमे गाँधीजीकेँ नियुक्त क देलक आर चम्पारणमे स्वातंत्र्य संग्रामक जे आगि पजरलसँ तातक जड़ैत रहल जातक कि भारत स्वतंत्र नहि भेल। वैशाली विदेहक गणराज्य परम्पराक अनुरूप अशोक द्वारा चिन्हित एवं शेरशाहक सुशाशनसँ पद्मांकित चम्पारणक पवित्र क्षेत्र गाँधीजीक कर्मभूमि बनि महावीरक अहिंसाकेँ साकाररूप प्रदान केलक। १९१७ १९४७धरि गण्डकसँ कोशी आर हिमालयसँ गंगाधरिक क्षेत्रमे एकसँ एक सपूत जन्म लेलन्हि जे स्वतंत्रताक हेतु अपन प्राणक आहूति देने छलाह। कलकत्तासँ आबि प्रफुल्ल चाकी आर खुदीराम बोस सेहो अपनाकेँ अहि भूमिमे अमर केलन्हि। राष्ट्रीय संग्रामक इतिहास लिखब हमर अभीष्ट एतए नहि अछि मात्र एतबे कहबाक अछि जे स्वातंत्र्य संग्राममे मिथिला कोनो प्रांतसँ ककरोसँ पाछु नहि छल। १९१७मे जँ गाँधीजी बाट देखौलन्हि तँ १९४२मे मिथिला सेहो अपन सर्वनिछावर कऽ देलक हुनके आह्वानपर आर उत्तर बिहार १९४२मे सब तरहें क्रांतिकारी लोकनिक गढ़ बनल छल। सब बिचारक भूमिकाक निर्वाह केलन्हि आर हुनके लोकनिक सत्प्रयासे १९४७मे भारतक स्वतंत्रता प्राप्त भेल ओहिमे मिथिलाक योगदान ओतबे छल जतबा आन कोनो प्रांतक। क्रांतिकारी दलक इतिहासमे सेहो मिथिलाक नाम प्रख्यात छैक।

j

**अध्याय १४**

**मिथिलाक अन्यान्य राजवंशक विवरण**

(i.) **गंधवरिया राजवंशक इतिहास:-** स्वर्गीय पुलकित लाल दास मधुर अथक परिश्रम कए गन्धवरियाक इतिहास लिखि स्वनाम धन्य श्री भोला लाल दासक ओतए प्रकाशनार्थ पठौने छलाह। कोनो कारणवश ई पाण्डुलिपि जे कि आब जीर्णावस्थामे अछि। प्रकाशित नहि भऽ सकल आर गन्धवरियाक इतिहासक प्रसंग एकदिन जखन हमरा भोला बाबूसँ गप्प भेल तखन ओ एहि पाण्डुलिपि चर्च केलहि आर हमरा आग्रहपर ओ पाण्डुलिपि हमरा पठा देलन्हि। पाण्डुलिपि देखलापर ई बुझबामे आएल जे मधुरजी गन्धवरियाक इतिहास किवदंतीक आधारपर लिखने छथि मुदा ताहु हेतु हुनक परिश्रम स्तुत्य एवं सराहनीय अछि। जखन गन्धवरिया कतहु किछु प्रामाणिक इतिहासक सामग्री नहि एकत्रित भऽ सकल अछि ताहि दृष्टिकोणे मधुरजीक ई सत्प्रयास सर्वथा प्रशंसनीय अछि। सोनबरसा राजकेसमे गन्धवरियाक इतिहास देल गेल अछि मुदा ओहुमे जे गन्धवरिया लोकनि सोनबरसाक विरोधमे गवाही देलन्हि ताहिमे हक एकटा प्रमुख व्यक्ति स्वर्गीय श्री चंचल प्रसाद सिंह मुइलासँ पूर्व हमरा व्यक्तिगत रूपें ई कहने गेला जे हुनक अपन जे वयान ओहि केसमे भेल छन्हि से एकदम उल्टा छन्हि तैं गन्धवरियाक इतिहासक हेतु ओकरा उपयोग करबामे ओकरा 'रिभर्स' ककए पढ़ब उचित। ओहु केसमे जे इतिहास बनाओल गेल अछि से बहुत किछु परंपरेपर आधारित अछि मुदा ओहिमे एक बहुत

महत्वपूर्ण बात ई भेटल जे गन्धवरियाक द्वारा देल दानपत्र सब बहुत किछु उपस्थित कैल गेल छल जाहिमे किछु चुनल दानपत्रक अंग्रेजी अनुवादक अंश हम अपन '**हिस्ट्री आफ मुस्लिमरूल इन तिरहूत**'मे प्रकाशित कैल अछि। सहरसा जिलामे गन्धवरियाक एतेक प्रभुत्व छल तइयो ओकर कोनो उल्लेख पुरनका '**भागलपुर गजेटियर**'मे नहि छल आर जखन सहरसा जिला बनल आर ओकर नव गजेटियर बनल तखन ओहिमे इतिहास लिखबाक भार हमरा भेटल आर ओहिक्रममे हम एक पाराग्राफमे गन्धवरियाक चर्च कैल। एकर अतिरिक्त आर कोनो प्रामाणिक इतिहास गन्धवरियाक नहि बनल अछि आर नेऽ अधावधि एहि दिशामे कोनो प्रयासे भऽ रहल अछि। एहना स्थितिमे मधुरजीक लिखल गन्धवरियाक इतिहासक मूलकेँ हम अहिठाम प्रस्तुत कऽ रहल छी जाहिसँ ओहि मृतात्माकेँ अपन कृतिक स्वीकृति देखि आनन्द होन्हि। अनापेक्षित बातकेँ हटा देल गेल अछि। गन्धवरिया लोकनिक गन्धवारडीह एखनो शकरी आर दरभंगा टीसनक बीचमे अछि आर हुनका लोकनिक ओतए जीवछक पूजा होइत छन्हि। गन्धवरिया लोकनि पँचमहलामे पसरल छथि—वरूआरी, सुखपुर, परशरमा, बरैल आर यदिया मानगंजकेँ मिलाकेँ पँचमहला कहल जाइत छल। जाहिठाम मधुरजीक अंश समाप्त होएत ओतए हम संकेत दऽ देब।

दरभंगा ओ विशेषतः उत्तर भागलपुर (सम्प्रति सहरसा जिला)मे गन्धवरिया वंशज राजपूतक संख्या अत्यधिक अछि। दरभंगा जिलांतर्गत भीठ भगवानपुरक राजा साहेब तथा सहरसा जिलांतर्गत दुर्गापुर भद्दीक राहा साहेब एव वरूआरी, पछगछिया, सुखपुर, बरैल, परसरमा, रजनी, मोहनपुर, सोहा साहपुर, देहद, नोनैती, सहसौल, मंगुआर, धवौली, पामा, पस्तपार, कपसिया, विष्णुपुर एवं पारा इत्यादि ग्राम स्थित बहुसंख्यक छौट पैघ जमीन्दार लोकनि एहि वंशक थिकाह आर सोनबरसाक स्वर्गीय महाराज हरिवल्लभ नारायण सिंह सेहो एहि

वंशक छलाह। ई राजवंश बहुत प्राचीन थिक ओ एहि राजवंशक सम्बन्ध मालवाक सुप्रसिद्ध धारानगरीक परमारवंशीय राजा भोज देवक वंशसँ अछि। एहिवंशक नाम **"गन्धवरिया"** एतै आविकँ पड़ल। राजा भोज देवक ३५म पीढ़ीक पश्चात् ३६म पीढ़ीक राजा प्रतिराज साह अपन धर्मपत्नी तथा दू ई पत्रक संग ब्रह्मपुत्र स्नानक निमित्त आसाम गेल छलाह। एहि यात्रा जखन ओ लोकनि फिरलाह तँ पुर्णियाँ जिलांतर्गत सुप्रसिद्ध सौरिया ड्योढ़ीक समीप मार्गमे कतहु कोनो संक्रामक रोगसँ राजा रानीक देहांत भऽ गेलन्हि। सौरिया राजक प्रतिनिधि एखनो दुर्गागंजमे छथि। माता पिताक देहांत भेलापर दुनू अनाथ बालक भूलल भटकल सौरिया राजाक ओतए उपस्थित भेलाह आर अपन पूर्ण परिचय देलन्हि। सौरिया राज्य ताहि समयमे बड्ड पैघ आर प्रतिष्ठित छल। ओ दुनू भाइकँ यथोचित आदर पुरस्कार अपना ओतए आश्रय प्रदान केलन्हि तथा कालांतर उपनयन संस्कारो करा देलन्हि। उपनयनक समय उक्त दुनू भाइक गोत्र अवगत नहि रहबाक कारणे हुनका लोकनिकँ परासर गोत्र देल गेल जबकि परमारक गोत्र कौण्डिल्य छल। दुहू राजकुमारक नाम लखेशराय आर परवेशराय छलन्हि। ओ लोकनि वीर आर योद्धा छलाह। सौरिया राजक जमीन्दारी दरभंगा राज्यमे सेहो पबै छलन्हि। कोनो कारणे ओहिठाम युद्ध उपस्थित भेलन्हि। राजा साहेब अहि दुनू भाइकँ सेनानायक बनाए अपन सेना पठौलन्हि। कहल जाइछ जे दुनू भाइ एक राति कतहु निवास कैलन्हि कि निशीय राति भेलापर शिविरक आगाँ किछु दूरपर एक वृद्धा स्त्रीक कानव ओ दुनू गोटए सुनलन्हि। जिज्ञासा केला संता ओ स्त्री बाजलि **"जे हम अहाँ घरक गोसाओन भगवती थिकहुँ। हमरा अहाँ लोकनि कतहु स्थान दिअह"**। एहिपर ओ दुनू भाइ बजलाह जे हम सब तँ स्वयं पराश्रित छी तैं हमरा वरदान दिअह जे हमरा लोकनि एहि युद्धमे विजय पाबी। ओ स्त्री हुनका लोकनिकँ एक बहुत उत्तम खड़्ग प्रदान कैल जकर दुनू पृष्ट भागपर बहुत सूक्ष्म

अक्षरमे समस्त दुर्गा सप्तशती अंकित छल। ई खड्ग प्रथम दुर्गापुर भद्दीमे छल पश्चात् महाराज हरिवल्लभ नारायण सिंह ओकरा सोनबरसा आनलन्हि। ओहिमे कहियो बीझ नहि लागल छल। ओ खड्ग एक पनबट्टामे चौचेतल बन्द रहैत छल आर झाड़ि देला संता ओ खड्गक आकारक भऽ जाइत छल। दुनू भाई युद्धमे विजयी भेला। समस्त रणक्षेत्र मुर्दासँ पाटि गेल आर दुर्गन्ध दूर दूर धरि व्याप्त भऽ गेल। एहिसँ सौरियाक राजा प्रसन्न भए एहिवंशक नाम 'गन्धवरिया' रखलन्हि। ई युद्ध दरभंगा जिलांतर्गत गंधवारि नामक गाममे भेल छल। गंधवारि आर अन्यान्य क्षेत्रक हिनका लोकनिकेँ उपहारस्वरूप भेटलन्हि। लखेशरायक शाखामे दरभंगा जिलांतर्गत (सम्प्रति मधुबनी) भीढ़ भगवानपुरक श्रीमान राजा निर्भय नारायणजी भेल छथि आर परवेशक शाखामे सहरसाक गन्धवरिया जमीन्दार लोकनि छथि। सहरसाक विशेष भूभाग एहि शाखाक अधीन छल। दुर्गापुर भद्दी एकर प्रधान केन्द्र छल।

परिवेशरायकेँ चारि पुत्र भेलन्हि—लक्ष्मण सिंह, भरत सिंह, गणेश सिंह, वल्लभ सिंह। गणेश सिंह आर वल्लभ सिंह निस्तान भेलाह। भरत सिंहक शाखामे धवौलीक जमीन्दार भेल छथि। लक्ष्मण सिंहकेँ तीन पुत्र भेलन्हि—रामकृष्ण, निशंक आर माधव सिंह। एहिमे माधव सिंह मुसलमान भए गेलाह नौहट्टाक शासक भेलाह। 'निशंक'क नामपर निशंकपुर कुढ़ा परगन्नाक नामकरण भेल। प्रथम एहि परगन्नाक नाम मात्र 'कुढ़ा' छल बादमे ओहिमे निशंकुपर जोड़ल गेल। निशंककेँ चारि पुत्र भेलन्हि—दान शाह, दरियाव शाह, गोपाल शाह आर क्षत्रपति शाह। दरियाव शाहक शाखामे वरूआरी, सुखपुर, बरैल तथा परसरमाक गन्धवरिया लोकनि छथि।

लक्ष्मण सिंहक ज्येष्ठ पुत्र रामकृष्णकेँ चारि पुत्र भेलन्हि_ वसंत सिंह, वसुमन सिंह, धर्मागत सिंह, रंजित सिंह। वसुमन सिंहक शाखामे पछगछियाक राज्य भेल। धर्मागत सिंहक शाखामे जदिया मानगंजक जमीन्दार लोकनि भेल छथि। रंजित सिंहक शाखामे सोनबरसा राज्य भेल। एहि वंशक हरिवल्लभ नारायण सिंहकेँ १९०८मे सोनबरसासँ १०_१२मील उत्तर कांप नामक सर्किलमे साढ़े नौ बजे रातिमे शौचक समय मारि देल कैन्ह। हिनक एक कन्याक विवाह जयपुरक स्टेटक संम्बन्धीक संग भेल छलन्हि। आर हिनका एकोटा पुत्र नहि छलन्हि। ओहि कन्याक पुत्र रूद्रप्रताप सिंह सोनबरसाक राजा भेलाह। एहि शाखामे सोहा, साहपुर, सहमौरा, देहद, वेहट, वराटपुर, तथा मंगुआरक गंधवरिया जमीन्दारी भेल छथि। एहिमे साहपुरक राजदरबार सेहो प्रसिद्ध छल_हुनका दरबारमे बिहपुर मिलकीक श्यामसुंदर कवि आर शाह आलमनगरक गोपीनाथ कवि उपस्थित छलाह। स्वर्गीय चंचल प्रसाद सिंह सेहो सोनबरसाक दमाद छलाह।

वंसत सिंहकेँ जहाँगीरसँ राजाक उपाधि भेटल छलन्हि। राजा वसंत सिंह गंधवारिसँ अपन राजधानी हटाकेँ सहरसा जिलामे वसंतपुर नामक गाम बसौलन्हि आर ओतहि अपन राजधानी बनौलन्हि। मधेपुरासँ १८_२०मील पूब इ गाम अछि। वंसत सिंहकेँ चारि पुत्र छलन्हि_ रामशाह, वैरिशाह, कल्याण शाह, गंगाराम शाह। प्रथम पुत्रक शाखा नहि चलल। वैरिशाह राजा भेल। कल्याण शाहक शाखामे रजनीक जमीन्दार लोकनि आर गंगारामक शाखामे वाराक जमीन्दार लोकनि भेलाह। ई अपना नामपर गंगापुर वासुका बसौलन्हि। वैरिशाहकेँ दु रानी छलन्हि_ जाहिमे जेठरानीसँ राजा केसरी सिंह आर जोरावर सिंह भेलथिन्ह आर छोट रानीसँ पद्मसिंह। जोरावर सिंहक शाखामे मोहनपुर आर पस्तपारक जमीन्दार लोकनि भेलाह। पद्मसिंहक शाखामे कोड़लाहीक जमीन्दार लोकनि भेल छन्हि। राजा केसरी सिंह प्रतिभाशाली व्यक्ति छलाह। हुनका औरंगजेबसँ राजाक

समए बितैत कतेक देरी। चारि बाजि गेल। बारह बजे पटनामे हवाइ जहाज अएबाक समए छलै। पटनासँ अएबामे बेसीसँ बेसी चारि घंटा। आब जइ घड़ी जे क्षण ने अएलाह। सड़कपर अबैत सभ गाड़ीकेँ सभ ठिकियबैत छल।

“यैह आबिये गेलाह।”

....मुदा ओ गाड़ी सुर्र...र्र.............दऽ आगाँ बढ़ि गेल।

कालीबाबुक दलानसँ कनिके दूर चौराहा छलै। चौराहापर विशाल पिपरक गाछ आ सड़कक काते-कात चाह-पानक दोकान। गाछक छाँहमे बैसल बच्चा किशोर आ बुढ़-बुढ़ानुस तँ सहजहिँ। खास कऽ सभकेँ कालीबाबुक प्रति बेसिये जिज्ञासा छलनि।

“केहेन भेल हेताह? साफे बदलि गेल हेताह कि ओहने हेताह! ककरो चिन्हबो करताह कि नै?”

“जे जत्तहि सुनलक आगवानीमे पहुँचि गेल। कालीबाबुक दरवज्जापर एखनो भम्ह पड़ैत छनि मुदा एतए भीड़ जूटल अछि। पुरुष-पातकेँ गामपर नै रहने यैह दशा होइत छैक। भरि ठेहुन कऽ घास जनमि गेल छनि। सभ अही बातक चर्च करैत छल। मोन मुदा सबहक टाँगल छलै पच्छिम भरसँ आबएबला चारिपहिया वाहनपर। कालीबाबु प्राथमिक विद्यालयमे शिक्षक पदसँ रिटायर भेल छलाह। ठेंठ देहाती लोक। कोनो आधुनिकताक हवा नहि लागल छलनि। ओ वर्ष दिन अमेरिकामे कोना रहल हेताह। सभ यैह बात सोचैत छल। नबोक माइ कोनटा परसँ हुल्की मारि जाइत छलीह।

......यैह, लालरंगक चारिपहिया वाहन आबि कऽ रुकल। पीपर तरक भीड़ कालीबाबुक दरवज्जापर पहुँचल। कियो दौड़ैत, कियो झटकैत आ कियो घिसियाइत। गाड़ीक आगाँक गेट खुजल। इंजीनियर नबोनाथ उतरलाह। आँखि परक करिया चश्माकेँ माथपर चढ़बैत हाथ जोड़ि सभकेँ प्रणाम केलनि आ पछिला गेट खोललनि। भीड़मे जूटल वृद्ध सभकेँ जेना साँस रुकि गेल छलनि। गेट खूजल.....। ..........अचरज! भारी अचरज!! कालीबाबू सूट-बूट पहिरने छलाह। करिया जिन्स आ लाल रंगक फोटो बनल टी शर्ट। आँखिपर करिया चश्मा। बेस चिक्कन-चाक्कन मूँह-कान। खूब निरोग। हाथमे गिटार लेने उतरलाह। बुढ़ सभ देखि कऽ अचरजमे पड़ि गेलाह।

“देखहक हौ, ई की छनि कालीबाबूकेँ?”

“सारंगी लेलनिहेँ।”

“गुदरिया भऽ गेलाह-ए की?”

“वाह रे वाह! यैह भेलै बुढ़ारीमे घी ढारी।”

इंजीनियर साहेब टिका-टिप्पणी सुनलनि। ओ हँसैत बजलाह- “बाबू जीकेँ अस्पतालमे पड़ल-पड़ल अकच्छ लगैत छलनि। असलमे डॉक्टर हिना पुछलखिन जे आहाँकेँ सभसँ बेसी रुचि कथीमे आछि? संगीत पढ़ाइमे आकि आन कोनो काजमे! बाबूजी कहलखिन- “रंगीतमे। सेहो संगीत गाबए आ बजाबएमे। गाएब तँ मना छनि मुदा बजेबाक लेल गिटार डॉक्टर देबाक अनुमति देलनि।”

एतबा कालमे तँ कालीबाबू एक हाथमे गिटार लेने आ दोसर हाथ माथमे सटबैत नमस्कार केलनि। किछु बुढ़ हँसि कऽ मूँह घुमा लेलनि आ हँसैत नजरिसँ नजरि मिलबैत रहलाह। कालीबाबू डेगाडेगी दैत नाचए लगलाह आ गिटारपर बेसुरा टुम टाम करए लगलाह।

राजधर बुढ़ाकेँ नै रहल गेलनि। ओ व्यंग्य करैत बजलाह- "ई तँ कीदन भऽ गेलाह हौ इंजीनियर। चौबे चलला छब्बे बनए आ दुब्बे बनल अएलाह। अँइ हौ, ई तँ काली बताह भऽ गेलह-ए?"

इंजीनियर साहेब सहज भऽ बजलाह- "असलमे बाबा, ओतुक्का तँ एहने माहौल छै किने।"

"हैइ, किछु रहौ। ई तँ साफे पगलेठ जकाँ करै छै। जीवन भरि एतए रहलै तँ किछु नै आ एक बर्खमे ओतुक्का सबार भऽ जेतै?"

गाड़ीबला सामान सभ उतारि कऽ विदा भऽ गेल। गाड़ी कनेक आगाँ बढ़ल। कालीबाबू मूँहकेँ गोल करैत सीटी बजबैत ड्राइवरकेँ बॉइ.....बॉइ केलनि। कोनटापर ठाढ़ भेल अपन पत्नीकेँ जखने देखलनि कि फेर मूँह चुकरियबैत सीटी बजौलनि.......'हू......हूँ.......उ..... " 'ओ बेचारी लजाइत कोनटापर सँ पड़ेलीह। लोक सभ तमाशा देखि अपना घर दिस कऽ विदा होबए लागल। कालीबाबू फेर ओहिना सीटी बजबैत हाथ हिलबैत रहलाह।

भीड़ तँ उसरि गेल मुदा लोकक मोनमे चैन नहि भेलै। एतए ओतए सगरो कालियेबाबुक चर्च। कियो बताह कहए तँ कियो घताह। एक्के बरखमे लोक एना कऽ बदलतै। ओहिठाम तँ हुनकर बेटो छनि। ओ तँ दसो

सालसँ अमेरिकामे रहए छै। कहाँ कोनो चालि-ढालि बदललैए ! राजधर बुढ़ा अपना मंडलमे घोषणा करैत बजलाह- ‘‘नबो इंजीनियरकेँ नीकक काज होइ तँ बापकेँ कोनो माथाबला डॉक्टरसँ देखबौक।’’

रंग-विरंगक टिका-टिप्पणी होइत रहल। देखलाहा दृश्य राति भरि लोकक सोझाँ ओहिना नचैत रहलै। कथीलए ककरो निन्नो हेतइ।

कालीबाबुक रातिक निन्न तँ अमेरिकेमे छुटि गेलनि। ओ राति भरि कछमछ करैत आ गिटारकेँ टुनटुनबैत रहि गेलाह।

भोरे-भोरे कालीबाबुक दलानक सोझाँमे फेर भीड़ जुटि गेल। एहन अनर्गल काज काली बाबुक नै होइतनि जँ माथ ठीक रहितनि। ओ अपना कहलमे नै रहलाह। सबहक निष्कर्ष एक्कहिटा।

गर्मीक समए छलै। कालीबाबू भोरे-भोरे गंजी आ ठेहुन धरिक पैंट पहिरने, डाँड़ झुकलाहा सन अवस्थामे, माथक केश मेहदीसँ रँगल। ओ चौकीपर ठाढ़ गिटार बजेबामे अपसियाँत छलाह। मूँहक आकृति रंग-विरंगक भऽ रहल छलनि। गिटारक अवाज साफे बेसुरा। एहन उन्मत्त भऽ बजेनाइ नहि देखल-ए। देखलासँ कोनो प्रवीण गिटारवादक लगैत छलाह मुदा सुनलापर साफे अनारी। राजधर बुढ़ाकेँ कालीबाबुक बेस चिन्ता छलनि। ओ चिन्तित सन मुद्रामे बजलाह- ‘‘एहेन कोन पागलपन भेलै? कहह तँ जे काली कहियो नचारियो नहि गौलक तकरा ई बजेबाक कोन भूत सवार भऽ गेलइ।’’

नबोनाथ जेम्हरे निकलथि सभ बाबूक हालचाल पुछनि।

“केहन छथि? आब नीक जकाँ रहए छथि कि ओहिना सारंगी लऽ कऽ नचै छथि?”

कतेक कऽ की जबाब देथिन। सबहक कहब आ अपनो तँ देखिये रहल छलाह। नबो कालीबाबूकेँ मानसिक रोग विशेषज्ञसँ इलाज प्रारंभ केलनि। डॉक्टर समूचा जाँच-पड़तालसँ मानसिक रोगक लक्षण नहि पौलनि। आब तँ मामला आरो ओझराएल जा रहल छल। इंजीनियर साहेब कऽ टपाक दऽ कहा गेलनि जे- “असलमे एहन सभ चालि-चलन आ व्यवहार हृदय प्रत्यारोपनक बाद भेलनिहेँ।”

डॉक्टर साहेब गंभीर अनुसंधानमे लगलाह। कालीबाबूकेँ जखन-तखन डॉक्टर ओहिठाम बजाहटि होबए लागल।

समए बितैत गेल। साँझक समए रहए। डॉक्टर नर्सिंग होममे मानसिक रोगी सभ भरल छलइ। रंग-विरंगक उटपटाँग हरकैत सभ भऽ रहल छलै। डॉक्टर साहेब गंभीर भेल कुर्सीपर बैसल छलाह आ टेबुलपर राखल कागज सभकेँ उनटबैत छलाह। सामनेक कुर्सीपर कालीबाबू उत्सुक सन मुद्रामे बैसल छलाह। आ बामा कात इंजीनियर नबोनाथ चौंकल सन मुद्रामे छलाह। डॉक्टर की कहथिन की नइ!

डॉक्टर साहेब सभ कागजकेँ पसारैत अपन लैप-टापकेँ आसस्तेसँ दबाबए लगलाह- “इंजीनियर साहेब, हम एहि केसक गंभीर अनुसंधान केलहुँ अछि संगहि सभटा सबूत जमा केलहुँ अछि।”

इंजीनियर साहेब चौचंग भेलाह।

"अहाँक पिताजीकेँ जे हृदय प्रत्यारोपित कैल गेल ओ वस्तुतः एकटा एक्कैस वर्षक मशहुर पॉप गायकक हृदय छैक। ओ बेचारा एकटा दुर्घटनामे मारल गेल आ ओकर दान कएल हृदय आइ अहाँक पिताकेँ जीवन देने छनि।"

"मुदा"- इंजीनियर साहेब उत्साहमे बजलाह।

- "हँ, इंजीनियर साहेब। कोशिकामे स्वभावक याददाश्त रहैत छैक।...... आ यैह कारण अछि जे ई रहि-रहि कऽ संगीतक पाछाँ बेहाल भऽ उठै छथि। एहि तथ्यकेँ युनिवर्सिटी ऑफ एरिजोना सेहो सिद्ध करैत अछि। ई युनिवर्सिटी अंग प्रत्यारोपनक कतेको मामिलापर शोध कऽ चुकल अछि।"

डॉक्टर साहेब आँगुरसँ लैपटॉपक स्क्रीन दिस इशारा करैत बजलाह- "हे, देखियौ ने ! आब कोनो काज कठिन छैक? अहीठाम बैसले-बैसले सभटा शोधक जानकारी लऽ लिअ।"

इंजीनियर साहेब झुकि कऽ लैपटॉप दिशि तकैत बजलाह- "एकर मतलब आब बाबूजी अहिना रहि जेता?"

डॉक्टर हँमे मूड़ी डोलबैत बजलाह- "हूँ! कलाकारक जुआनी अवस्था छलैक ने! ओ तँ औनाहटि उचिते छैक।"

कालीबाबू पीठपर टाँगल गिटार उतारलनि। खोलसँ बहार केलनि आ थैया-थैया...... दिग् दिग थैयाा करैत गिटार बजेबामे लीन भऽ गेलाह।

*रामभरोस कापडि भ्रमर*

## एहि बेर सातम् अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन काठमाण्डूमे हयत

भारतक सम्विधानक आठम् अनुसूचिमे मैथिलीके सामेल करबाक तिथि २२ दिसम्वरकें स्मरणीय बनएबाक हेतु डा. बैद्यनाथ चौधरी बैजू विद्यापति सेवासंस्थानक अमलाक संग अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलनक रुपमे प्रत्येक वर्ष ताही तिथिकें मनबैत रहलाह अछि । ओहि सभ सम्मेलनमे दू चारि गोटे नेपालक प्रतिनिधि सहभागी भ अन्तराष्ट्रिय स्वरुप प्रदान करैत आएल अछि ।



एहु बेर ई सम्मेलन आन्ध्र प्रदेशक चित्तुर जिल्ला अन्तरगतक तिरुपतिमे आयोजित छल । संस्कृत विश्वविद्यालयक डीन झा जकि सहयोगे आयोजना होबा बला उक्त सम्मेलनमे वैजू बाबूक सभ तामझाम आमंत्रित छल ।

पहिने ई आयोजन विश्वविद्यालय परिसरमे सम्पन्न होइत, मुदा आन्ध्रप्रदेशमे चलैत तेलंगाना आन्दोलनक कारणें ई सम्मेलन तिरुपतिसं १० कि.मि. दक्षिण ब्रम्हर्षि आश्रममे सम्पन्न करबाक नेयार कएल गेल । ओत्तहि आवास, भोजन एवं कार्यक्रम स्थल । परिसर प्राकृतिक छटाक विच रमणीय छल ।



कार्यक्रम २२ दिसम्वर क ३ वजे प्रारंभ भेल । उद्घाटन कएलनि नेपालक सभासद् यदुवंश झा, प्रमुख अतिथि छलाह विश्वविद्यालयक रजिष्टार । विशिष्ट अतिथिमे दरिभंगाक विधायक सरावगी सहित पंक्ति लेखक सेहो रहथि । जेनाकि वैजूजीक सभ सम्मेलनमे होइत अछि कार्यक्रम पूर्व निर्धारित नहि छल । तत्काल अनुहार देखि बनाओल गेल हुनक कार्यक्रमक तीनटा चरण होइछ __पहिल शुभारंभ आ सम्मान, दोसर भाषण__ भुषण आ तेसर सांस्कृतिक कार्यक्रम ।



एही तरहें एहु कार्यक्रममे सम्मान कएल गेल । हमरा लेखें दू गोट सम्मान महत्वपूर्ण छल डा. प्रफुल्ल कुमार मौन आ अयोध्यानाथ चौधरीक । सभासद यदुवंशजीक सम्मान औपचारिक छल ।

कार्यक्रमक शुरुआतेमे एहि बेर अगिला सम्मेलन काठमाण्डूमे हयत से बात चर्चामे छल । दरिभंगा जनकपुर आवतजावत कएनिहार समदिया सभ एकर वीडा पान पूर्वेमे उठा लेने छलाह आ काठमाण्डू सम्मेलनक हेतु वाह वाही लुटबाक आत्मरति करब शुरु क देने छलाह । ई बात डा. बैजूक महा सचिवीय भाषणमे प्रकट भेलै जकर कडा प्रतिवाद पंक्ति लेखक अपन भाषणमे कएलक ।



अन्तराष्ट्रिय सम्मेलनक आयोजन खेल नहि छिऐक । डा. बैजूक कएल धएल पर सपरानी तीर्थयात्रामे जाएब एक बात छैं, आमंत्रित अतिथि लोकनिकें उचित सम्मानक संग कार्यक्रमके औचित्यपूर्ण बनाएब दोसर बात । हमर दृढ धारणा छल जाहि तरहें बैजूबाबू कार्यक्रमक आयोजन अस्त व्यस्त हालतिमे करैत छथि तेहन काठमाण्डू मे नहि हयत ।मंचसं हम सम्पूर्ण श्रोता, दर्शक सभक आगां बाजल छलहुं काठमाण्डूमे सातम् अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन हयत मुदा हमरा शर्त पर । अन्तराष्ट्रिय जिज्ञाशाक केन्द्रविन्दु काठमाण्डूमे महज भोज भातक हेतु भेडियाधसान उपस्थिति किन्नहुं नहि हयत । निर्धारित प्रतिनिधि, परिचयपत्र सहित सहभागी कराओल जएताह आ कार्यक्रममे स्थानीय कलाकार सभक सेहो उल्लेख्य उपस्थिति रहत । ई बात डा. बैजू आ काठमाण्डू आयोजक विच पूर्व निर्धारित रहत, जाहिमे फेरबदल संभव नहि ।

कहबाक जरुरति नहि हमर जानकारीसं वैजू बाबूक कैम्पमे निफिकिर भोजन भात आ नींदक आनन्दलेनिहार विच हडकम्प शुरु भ गेलै । बहुतोकें वुझएलै काठमाण्डूक सम्मेलन आ पशुपतिक दर्शन कठिन भ गेल । यद्यपि वैजू बाबू मंचसं हमर शर्त आ प्रस्तावकें स्वीकार कएलनि मुदा अपन फौजकें तोष भरोस देबाक हेतु पशुपति दर्शनक युक्तिक आश्वासन दैत रहलाह ।

काठमाण्डू सम्मेलनक विशिष्ट पक्ष की ?

जे केओ अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन बैजू संस्करणमे गेल हयताह ओ शुरु सं अन्त धरि सहभागिताक अव्यवस्था अवश्य देखने हयताह । कार्यक्रममे सम्मान प्रदान आ सांस्कृतिक कार्यक्रम मात्र आकर्षक होइछ । काठमाण्डू सम्मेलन निर्धारित प्रतिनिधिक संग विशिष्ट विद्वानक सहभागितामे हयत । जाहिमे सरिपहुं विदेशी विद्वान सभकें समावेश कएल जाएत । उद्घाटन राष्ट्रपति वा प्रधानमंत्रीक हाथें हो से आयोजक चाहत, जे असंभवो नहि छैक । तओं कार्यक्रमक गरिमा बढत ।

सम्मान देबाक हेतु एकटा विशेषज्ञ कमिटी गठन हयत जे विभिन्न भाषामे काज करितो मैथिली वा मातृभाषा प्रति विशेष लगावकें प्राथमिकतामे राखि सम्मानक हकदार निर्धारित करत । सम्मानमे एकटा छपल कागजक टुकडी खुल्ला नहि ताम्रपत्रमे लिखित आकर्षक फ्रेम लागल रहत । प्रतीक चिन्ह जानकी मंदिर, पशुपतिनाथ, स्वयंभूक सीसा जडित मौडल हयत जाहिमे पाग, दुपट्टा रहबे करत ।

औचित्यपूर्ण कार्यक्रमक हेतु एकटा गंभीर प्रकृतिक विचार गोष्ठीक आयोजन हयत, जत्त विभिन्न विषयमे लगभग तीन चारि घंटाक छलफल चलाओल जाएत । गोष्ठीक एकटा केन्द्रिय विषय निर्धारित कएल जाएत । एहि गोष्ठीमे विभिन्न भाषा भाषी विद्वान सभकें सहभागिता सुनिश्चित कएल जाएत । तहिना मैथिलीक स्थापित विद्वान, साहित्यकार सभकें सहभागी कराओल जाएत ।

एकटा आकर्षक कवि गोष्ठीक आयोजन हयतैक, जाहिमे पठित कविता सभके सम्पादन क पुस्तकाकार प्रकाशनक योजना आयोजक के छन्हि ।

सांस्कृतिक कार्यक्रममे डा. बैजूक हेंड़मे सामिल बहुतो महत्वपूर्ण कलाकार मध्ये उत्कृष्टकें छानि आमंत्रित कएल जएतनि । सम्मेलनक सांस्कृतिक प्रभारी कमलाकान्त जी सं परामर्श क ई गुरुत्तर काज सम्पन्न कल जाएत । नेपालोक विशिष्ट सांस्कृतिक कलाकार सभकें अवसर उपलब्ध कराओल जएबाक कारणें सिमित समयमे सिमित कलाकारक प्रस्तुति आयोजक लोकनिकें बाध्यता हयतनि ।

एहि तरहें काठमाण्डू सम्मेलन आन समयक सम्मेलन सं किछु फूट आ सन्देशमूलक हयत । काठमाण्डू अन्तराष्ट्रिय मिडियाक चहल पहल बला ठाम हयबाक कारणें जत्त कार्यक्रम पूर्ण कभरेज पाओत ओत्तहि ताहिमे पूस्तुत प्रत्येक गतिविधि संयमित, व्यवस्थित आ आकर्षक रखबाक जिम्मेवारी आयोजक लोकनिकें हयतनि ।

छठ्म अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलनक मंच सं भेल एहि तरहक उद्घोषकें सभ पक्ष स्वागत कएलक अछि । विश्वविद्यालयक कुलपति तत्काले अएबाक स्वीकृति प्रदान कएलनि अछि तं चेन्नईक भाइ मणिकान्त दास, कलकत्ताक कामदेव झा, अशोक, मुम्वईक सुशील झा दिल्लीक गंगेश गुंजन काठमाण्डू सम्मेलनक आकर्षण हयताह ।

मैथिली अनुरागी लाखों सहृदयी सभक संग हम आयोजन पक्ष सेहो एहि सुखद क्षणक प्रतिक्षामे छी । तखन एकरा सफल बनएबालेल सभ पक्षक सभ तरहें सहयोग जरुरी छैक । कोनो जिज्ञासा क हेतु हमर निम्न सम्पर्क पर अवश्य खोजवीन क सकैछी ।

अध्यक्ष : साझा प्रकाशन, पुलचोक, ललितपुर

३. पद्य

३.१. 

कालीकांत झा "बुच" 1934-2009- आगाँ

३.२.  गंगेश गुंजन:राधा १७म खेप

३.३.  शिव कुमार झा-किछु पद्य

३.४.१.  रामभरोस कापडि भ्रमर-गीत २.  रमण कुमार सिंह- दिल्लीमे...

३.५.१.राजदेव मंडल- सिर बिहून धड़ २.कालीनाथ ठाकुर-एक अभिशाप बापक पाप

३.६.१.सत्यानंद पाठक, गुवाहाटी- आह! जाड चलि गेल! २.दयाकान्त-ई छी मैथिल के पहचान

३.७.१.विनीत उत्पल-पुष्कर २मनीष झा "बौआभाई"- ऋतुपति बसंत (कविता)-

३.८.१.मो. गुल हसन-सभटा चौपट्ट भऽ गेल २.मनोज कुमार मंडल-बहीन३.कल्पना शरण-मिथिलाक तीला संकराति

स्व.कालीकान्त झा "बुच"



कालीकांत झा "बुच" 1934-2009

हिनक जन्म, महान दार्शनिक उदयनाचार्यक कर्मभूमि समस्तीपुर जिलाक करियन ग्राममे 1934 ई0 मे भेलनि । पिता स्व0 पंडित राजकिशोर झा गामक मध्य विद्यालयक

प्रथम प्रधानाध्यापक छलाह। माता स्व0 कला देवी गृहिणी छलीह। अंतरस्नातक समस्तीपुर कॉलेज, समस्तीपुरसँ कयलाक पश्चात बिहार सरकारक प्रखंड कर्मचारीक रूपमे सेवा प्रारंभ कयलनि। बालहिं कालसँ कविता लेखनमे विशेष रूचि छल । मैथिली पत्रिका- मिथिला मिहिर, माटि- पानि, भाखा तथा मैथिली अकादमी पटना द्वारा प्रकाशित पत्रिकामे समय - समयपर हिनक रचना प्रकाशित होइत रहलनि। जीवनक विविध विधाकेँ अपन कविता एवं गीत प्रस्तुत कयलनि। साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा प्रकाशित मैथिली कथाक इतिहास (संपादक डॉ0 बासुकीनाथ झा )मे हास्य कथाकारक सूची मे, डॉ0 विद्यापति झा हिनक रचना ''धर्म शास्त्राचार्य"क उल्लेख कयलनि । मैथिली एकादमी पटना एवं मिथिला मिहिर द्वारा समय-समयपर हिनका प्रशंसा पत्र भेजल जाइत छल । श्रृंगार रस एवं हास्य रसक संग-संग विचारमूलक कविताक रचना सेहो कयलनि । डॉ0 दुर्गानाथ झा श्रीश संकलित मैथिली साहित्यक इतिहासमे कविक रूपमे हिनक उल्लेख कएल गेल अछि|

**!! मॉथ पर धान !!**

की लचकल अछरल पछरल डॉड़,

की मचकल ऑचर गछरल फॉड़,

चालि उत्तान छै,

मॉथ पर धान छै ।।

बढ़ै छै रूनरून रूनरून शीस,

पड़ै छै दीठि पायलक दीस,

कंठ मे गान छै ।

मॉथ पर धान छै ।।

की चमकल बुट्टी - बुट्टी देह,

ठोर पर हासक पातर रेह,

गाल तर पान छै ।

मॉथ पर धान छै ।।

ऑखि पर लागल लाजक बोझ,

घोघ सॅ ताकय सोझे सोझ,

लक्ष्य खरिहान छै ।

मॉथ पर धान छै ।।

भक्त रहलै मंदिर कॅ झोलि,

गेलै दू - दू शिव आसन डोलि,

अभय वरदान छै,

मॉथ पर धान छै ।

वियोगक वीतल कारी रैन,

जुड़ायल आइ मुड़ायल नैन,

गगन मे चान छै,

मॉथ पर धान छै ।।

काटि कऽ माल भोग केर खेत,

बान्हि कऽ बोझ चलिल समवेत,

गमागम प्राण छै ।

मॉथ पर धान छै ।।

वदन पर अनुचित अलुपित दृष्टि,

चरण पर करू सिनेहक दृष्टि

एतय भगवान छै ।

मॉथ पर धान छै ।।

हे चरऽरक चंडी धऽरक देवि,

देश बढ़ि रहल अहॉ कें सेवि,

मॉछ पर शान छै ।

मॉथ पर धान छै ।।

**!! बुढ़ारी मे घीढ़ारी !!**

बुढ़ारी मे ई घी की -

एकरा कहियौ डालडा ढ़ारी ।।

वरद जुआ कऽ हॉफि रहल छथि -

चमेर लेट्ट गाड़ी ।।

बुनलनि गहुमक लेट भेराइटी,

दऽ सकलाह खाद नहि डाइटी,

दाना बेगाना भेलनि,

थे्रसर पर चैकल नारी ।।

मझिनी मे जलपान करै छथि,

भरलो थार जियान करै छथि,

उठि गेला चटनी चटैत,

पड़ले तरूआ तरकारी ।।

हे देखू अकरहर करै छथि,

पेंचर ट्यूब मे हवा भरै छथि,

जोलही धोती केर आसन पर,

पसरल सीफेन साड़ी ।।

बऽर सऽख सँ दाँत लगौलनि,

खसि पड़लनि जहिना मुँह बौलनि,

कनियाँ ओडÛठलि दरवज्जा पर,

अपने बैसल बारी ।।

टीशन पर रोमांस करै छथि,

हीरो सबहक कान कटै छथि,

कारी केश खिजाबी ताहि पर -

उगलनि उज्जर दाढ़ी ।।

**!! सारिक पत्र पाहुनक नाम !!**

फोटो अहँक टडÛबौने छी मन मे,

हऽम छोट सारि अहँक औ पाहुन,

हमरे शपथ अहाँ अबियौ फागुन मे ।।

जहिया सॅ गेलहुँ हमर नीन लेलहुँ,

ओझा अहाॅ पर सुनू मरि गेलहुँ,

हमरा तऽ कंठी अछि अपने मॅछखौका औ,

झोरे चटयलहुँ कियक नेनपन मे ।

फोटो ............................................ ।।

साॅझे दैया लग परिते निनयलहुँ,

सपने मे झटकल अहाॅ चलि अयलहुँ,

ओझा बुझि धयलहुँ जहिना हम बहिना कें,

ओ हॅसलि हम दुःगंजन मे ।

फोटो ............................................ ।।

चाही ने हमरा सिनुरो आ चूड़ी,

इच्छा अछि एक्के बहुत मजबूरी,

एखन अहाॅ नेह क्षीर दारू बहिना कें,

हमर मिलन होयत अगिले जनम मे

फोटो ............................................ ।।

!! राम बिना अवधपुरी !!

विलपि रहल वन उपवन भवन निःपरान गय,

राम बिना अवधपुरी लागय मसान गय ।

पतनी चुड़ैल भेलि पति परेत सन सूझै,

बेटा वैताल माय जोगिनी वनलि बूझै

कोयलि कुलवधू आइ डाकिनी समान गय,

राम बिना ......................................... ।।

शैल युता काली आ शंकर भैरव बनला,

तांडव नत्र्तकक लेल, सोझे सरयू फनला,

डमडम डमरू त्रिशूल चमकय असमान गय ।

राम बिना ......................................... ।।

धऽर धऽर मे विलाप द्वारि - द्वारि हहाकार,

बूढ़क की बात हाय नेनो तजलक अहार,

अप्पन ने ककरो क्यो सभक सऽभ आन गय ।

राम बिना ......................................... ।।

शीतल अछि आगि पानि अदहन भऽ उधिएलै,

कॉट भेल कोमल आ फूले गड़ि - गड़ि गेलै,

झडकावै चानिनियाॅ जड़ि रहलै चान गय ।

राम बिना ......................................... ।।



गंगेश गुंजन:

जन्म स्थान- पिलखबाड़, मधुबनी।श्री गंगेश गुंजन मैथिलीक प्रथम चौबटिया नाटक बुधिबधियाक लेखक छथि आऽ हिनका उचितवक्ता (कथा संग्रह) क लेल साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटल छन्हि। एकर अतिरिक्त

मैथिलीमे हम एकटा मिथ्या परिचय, लोक सुनू (कविता संग्रह), अन्हार- इजोत (कथा संग्रह), पहिल लोक (उपन्यास), आइ भोर (नाटक)प्रकाशित। हिन्दीमे मिथिलांचल की लोक कथाएँ, मणिपद्मक नैका- बनिजाराक मैथिलीसँ हिन्दी अनुवाद आऽ शब्द तैयार है (कविता संग्रह)।१९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)पुस्तक लेल सहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित ।

**राधा १७म खेप**

एना किएक बेशी अनुभव आब अनचिन्हार लगइये

एना किएक लोको सब, सखि पर्यंत बुझाइत रहैए आन

कौखन तं ई घरो-आँगन,टोलक सब गाछ-बृक्ष

बाट-घाट,गाय गोरू फूल पात, इनार |

सब किछु अनुभव होइत अछि दूर दूरस्तक बस्तु, तेहल्ला |

कौखन क' कोना बुझाय लागलय आन गाम आब अपनहिं ई गाम |

बेशी लोक देखितहिं करय लागैत बुझाय उपहास

एना कोना मोन हमर बन्हा गेलय अपनहि लाचारिक ठाठ?

मामूली मूक मालजाल जकां नियतिक सोझां मे निहुरल

जीवित अछि देह-प्राण यद्यपि ई तैयो बुझाय लागय निष्प्राण |

कौखन तं सबटा जे एखनहिं छल सोझां मे प्रत्यक्ष अर्थवान

सौंसे घर एक संग मिझा गेल डिबिया जकां अकस्मात भ' जाइछ

अन्हार सबटा व्यर्थ |

सब अनुभव तकर गतिविधि बेकार

से व्यर्थ मन-भार क' दैत अछि नवे तरह सं व्याकुल

सबटा सब तरहक जतबा जे बुधि अपन लगा-लगा

थाकि जाइत अछि  इच्छा|

सबटा जे अनसोहांत, अनिच्छित-अनपेक्षित परिस्थिति

सब मे सं किछु ने किछु अंकुराय लगैत बुझाय लगइये दैत पेंपी,

एक क्षण-दू क्षण जतबा धरि संभव ध्यान देब -

से लगले ओ सबटा अंकुर सब

अपन अपन दुपत्ति-तिनपत्ती बनि

माटि पर पनगैत सघन जीवन स्पंदित वनस्पति भ'

हरियर-हरियर लहलहाईत  बुझाय लागैत अछि  ।

सौंसे परिवेशक एहि एहि मनक सबटा व्यर्थ बोध ,

स्वयं सेहो जेना अपना स्वभावें अंकुराय लगैत अछि -

देखितहिं देखैत बन' लागय अन्न,फल-फूलक से छोट-पैघ गाछ

रमनगर, सभ टा अपना -अपना रंगक आशाक  हरियरीक आभास

सद्यः अभिभूत करैत, क' दैतछि देखबा लेल बाध्य |

देखबा लेल माने ओकर परिचर्या -सेवा ....

अनायास तकैत छी घैल पानि,

सभ कें पटब' मे लगैत छी|

सभ कें जल पिया-पिया जखन होइ छी तृप्त तखन

अपनहु देब' लगैत अछि कंठ मे त्रास

पियासक उत्कट इच्छा ...

अहा ! कंठगत होइत एको आंजुर ज'ल !..

हा कृष्ण !

कत' छथि ?

मुदा जँ पीयब तं श्रीकृष्णेक हाथें.

खाहे छुटि ने जाओ ई प्राण .

देखिअनि आखिर कहिया धरि नहि लैत छथि हमर कुशल-समाचार

कहिया धरि सहैत रहैत छथि- हमर पियास

शिव कुमार झा-किछु पद्य ३..शिव कुमार झा "टिल्लू",नाम : शिव कुमार झा,पिताक नाम : स्व0 काली कान्त झा "बूच",माताक नाम : स्व0 चन्द्रकला देवी,जन्म तिथि : 11-12-1973,शिक्षा : स्नातक (प्रतिष्ठा),जन्म स्थान : मातृक : मालीपुर मोड़तर, जि0 - बेगूसराय,मूलग्राम : ग्राम $ पत्रालय - करियन,जिला - समस्तीपुर,पिन: 848101,संप्रति : प्रबंधक, संग्रहण,जे0 एम0 ए0 स्टोर्स लि0,मेन रोड, बिस्टुपुर

जमशेदपुर - 831 001, अन्य गतिविधि : वर्ष 1996 सॅ वर्ष 2002 धरि विद्यापति परिषद समस्तीपुरक सांस्कृतिक ,गतिवधि एवं मैथिलीक प्रचार - प्रसार हेतु डॉ0 नरेश कुमार विकल आ श्री उदय नारायण चैधरी (राष्ट्रपति पुरस्कार प्राप्त शिक्षक) क नेतृत्व मे संलग्न

!! आकुल जननी !!

(बाल साहित्य)

सूति रहू हमर लाल, अर्द्ध रैनि बीतल ।

अहॅंक अविरल नयन सॅ ऑचर तीतल ।।

घोंटि अछिंजल काटि रहलहुॅं अछि जीवन,

तात दर्शनक आश छिन्न किएल अरपन,

क्षीर बिनु दुहू वक्ष शुष्क पड़ल ।

सूति रहू ...................................... ।।

कोन सियाही सॅ लिखल विधना हमर कपार ?

अपने प्रवास गेलनि छोड़ि हमरा व्यथा धार,

चानन सन नेनाक हिय, भूख सँ कानल ।

सूति रहू ...................................... ।।

हुनके की दोष दिअऽ स्नेहक ओ दिव्यमूर्ति,

कायादीन विद्याविहीन करथि पंचजनक पूर्ति,

अहँक अश्रु मातृ नयन शोणित भरल ।

सूति रहू ...................................... ।।

कहबनि गौमाता आनू औता फागुन मे

कामधेनुक सुधा भरब अहँक कण-कण मे

अहाँ निन्न हऽम कल्पना मे उड़ल ।

सूति रहू ...................................... ।।

!! लंका !!

खुरखुर भैया सूट सियौलनि,

बतही काकी क हाथ रूमाल ।

अध वयसि चोकटलही भौजी,

बाट पसारलि प्रेमाजाल

मैथिली कुहरथि पर्णकुटी मे,

सूर्पनखा बनली रानी ।

नेना पेट क्षीर विनु आकुल,

मोबाइल नचावथि पटरानी ।।

अद्र्धांगिंनी नेत्री सॅ कुपित भऽ

शंखनाद कयलनि मामा ।

हस्त ऊक लऽ मामी खेहलथिन्ह,

फूजल मामा केर पैजामा ।।

अपन पुतोहु कें झोंकि अन लमे,

बनि गेलीह गामक सरपंच ।

धर्माचार्य देव मंदिर केर,

मुदा हृदय भरल परपंच ।।

कतेक घऽर मे सान्हि काटि,

शांति समिति केर आव प्रधान ।

रक्षक छथि चुटकी मे वैसल,

कोना बॉचत अवला केर मान ?

विद्यालय कें मुॅह नहि देखल,

धएने कुरसी शिक्षा सचिव ।

कुटिल तंत्र केर ईह लीला मे

मारल गेलन्हि मूक गरीब ।।

मुंडी इनार मे हुरहुर जनमल,

कमीशन लागत दस परसेन्ट ।

नौकरशाह मोटर मे घूमथि,

ऑखि गोगल्स कॉखि मे सेन्ट ।।

सभ काज मे दिऔक भएट,

शौच करू वा लघुशंका ।

रामराज्य कें बिसरि जाऊ,

आर्यावत्र्त आव सद्यः लंका ।।

राजनीति मे अज्ञ - विज्ञ केर,

नहि कोनो अछि वर्ग विभेद ।

अपने पीबथि ताड़ी दारू,

मंत्री विभाग मद्य निषेद्य

राग वसंतक गेल जमाना

सुनू ब्रितानी विकट संगीत ।

डंकन कुरथी पाक बनल

आ अप्पन वारिक पटुआ तीत ।।

!! होरी !!

हाथ अबीर कॉरव पिचकारी,

भाल पर गदरल चाह उमंग ।

पूरन भैया होरी खेलथि,

नव नौतारि सारि केर संग ।।

कखनहुँ डुबकी लैत अधर मे,

जुट्टी मे कखनहुँ हिलकोर ।

नील, वैंजनी लाल गुलाल सँ,

रंगलनि चम्पा पोरे - पोर ।।

'टिल्लू' नयन पर अचरज पसरल,

देखि भ्राता केर बसन्ती वुन्न ।

एखनहुँ श्रृंगारक आह भरल मुदा -

आँखि अन्हार कान छन्हि सुन्न ।।

हऽम पुछलअनि कोना कऽ कयलहुँ,

मधु सँ उबडुव मधुर प्रबंध ।

सकल तन अछि बेकार मुदा हम,

घ्राण शक्ति सँ सूँघल गंध ।

भौजी लऽ वाढ़नि आ खापड़ि,

झाड़ि देलनि भैया केर अंग ।

कुरता फाटल नयन नोरायल

भूतल खसल होरी के रंग ।।

शिव कुमार झा

!! मॉडर्न जमाना !!

नुआ धोती मिल बरहर जनमल,

आयल बरमूडा मिनी स्कर्ट ।

मुन्ना भैया चुनरी ओढ़ू,

भौजी पहिरलनि जोलही सर्ट ।।

काकी मरौत काढ़ने बैसलि,

कक्का गऽर धरम केर वाना ।

कदली कनियाक हाथ मे वीयर,

आवि गेल मॉडर्न जमाना ।।

भरि दिवसक गणना जौ करवै,

बहुआसिनक सात वेरि सतमनि ।

भरल साँझ स्वामी आयल छथि,

अँइठार वैसलि लऽ मुँह मे दतमनि ।।

अस्सी दशक मे माय सँ मम्मी

फेर मॉम आब भेली मम्मा ।

मायक भ्राता केर नाम की राखब?

मामा पिघलि बनला झामा ।।

अपन नेना सँ वेस पियरगर,

संकर झवड़ा चायनीज कुकुर ।

भुटका - नाथ कें छाड़ि घऽर मे

टॉमी संग गेलि अंतःपुर ।।

चरण स्पर्श निर्वाण लेलक आव,

छुट्टो कैंचा कें भऽगेल वाय ।

भौजी एकसरि मधुशाला मे

भैया सॅ गेलनि मोन अघाय ।।

नेना पच्छिमक बोली उगलै ।

मॉ मैथिली कोना वजतीह दैया ।

बात अंगरेजिया माथ घुसल नहि,

मुदा करै छथि या ! या ! या !!

तिलकोर मखान नीक नहि लागय,

नहि सुस्वादु मकैयक लावा ।

पॉपकॉर्न चाउमीन दलिया लेल,

मॉछ पिजौने बैसलनि वावा ।।

१.रामभरोस कापडि भ्रमर-गीत २.रमण कुमार सिंह- दिल्लीमे...

रामभरोस कापडि भ्रमर

गीत

ओ पवन, झिहिर झिहिर बहैत जाउ

छूबि बताउ कने, पिया छथि कत्त ककरा संग

वर्षहु गेला भेलन्हि, सुधिबुधि किछु ने छैन !

दिन भेल पहाड, दुख भेल जीवनक अंग ।

निष्ठूर समाज चाहे, नोचि नोचि खाइ जेना

शेरक भूख बनल जवानीक तरंग जेना

चारुभर शिकारी ताकमे वैसल अछि

रहल ने कोनो उमंग !

ओ पबन, पिया छथि कत्त ककरा संग !!

अधिकारक बात सभ लागुने भेल कखनो

नारीक व्यथा कथा कमैनीक धंधा एखनो

जान जोखिम बनल कत्त धरि घींचब

त्यागब प्राण वियोगे कन्त !

ओ पवन, पिया छथि कत्त ककरा संग !!

जानि जानि आगिसं खेली कोना हम

शक्ति भरल मुदा तौली कोना हम

शील, सुशील मिथिलाकेर ललना

पतिक परोक्ष भेल शिथिल तरंग !

ओ पवन, पिया छथि कत्त, ककरा संग !!

!!!

**गीत**

बाध बोनसं उपर उठियौ

करियौ मनके चंगा

देश दुनियांके हाल ने जनबै

रहब सभ दिन उटंगा

अखनो अनके मुंह तकबै

कखनो ने भेटत जस,

पिया अहां रहलहुं जस के तस ।

ठीक नीक ने उठब बैसब

कोना वुझबै जीवनक रंग

अप्पन काज सुतारत सदिखन

अहां चास वासमे दंग

भुच्चर बनि क� आंगन सेबने

जीवन तहस नहस,

पिया अहां रहलहुं जस के तस !

बाल बच्चा टेल्गार होइते

पढएबै बोरडिंग नीके

पढ़तै लिखतै बढ़का बनतै

सभ किछु हयतै ठीके

सपना मनमे राखि हम जिलौं

भोगलहुं अहांक अजस,

पिआ अहां रहलहुं जस के तस !

अहांके बोली कोंढ़ कटैए

आबो करु अहां बस,

पिया रहलहुं जसके तस !

**गीत**

ऐ चन्दा अहां, खोजि पठाउ प्रिय कंत

अहींक इजोरियामे गेला निरमोहिया

बनल प्रतिक्षा अनन्त !

सजल सेज ओगरने सदिखन, हम बैसलि बौरायलि

अओताह हृदय लगओताह, मनहिमन अकुलायलि

राति दिनकेर गणना विसरल

सुधि वुधि भेल उसरन्त !

ऐ चन्दा, अहां खोजि पठाउ प्रिय कन्त !!

लुच्चा पबन देह, छुबि छुबि लसकए

काम मोचरुवा हिय, रहि रहि चसकए

ठाढ़स बान्ह भंग दुखदायी

शील, कुल केर अन्त,

ऐ चन्दा, अहां खोजि पठाउ प्रिय कंत !!

दुनियां बैरी आंखि गड़ौने, लप लप जीह करैए

आनक चास खएबा अभ्यासी, हरिय घास तकैए

आबहुं जं अहां भेद नुकएलहुं

परतारब दिगदिगन्त ।

ऐ चन्दा, अहां खोजि पठाउ प्रिय कंत ।

अहींक इजोरियामे गेला निरमोहिया

बनल प्रतिक्षा अनन्त!!!

२

रमण कुमार सिंह

दिल्ली

मे...

सालो

भरि वसंत रहै छै दिल्ली मे

जे

चाही सब मोल बिकै छै दिल्ली मे

मेट्रो

-मल्टीप्लेक्स बने छै दिल्ली मे

डेग

-डेग पर लोक कनय छै दिल्ली मे

गाड़ी

बंगला कोठा सोफा दिल्ली मे

बाट

-बाट पर मौत के तोहफा दिल्ली मे

दारू

स्मैक गुटका खैनी दिल्ली मे

हरपल

भागम-भाग बेचैनी दिल्ली मे

नवका

-नवका बाट बनै छै दिल्ली मे

लोकतंत्र

के खाट खड़ा छै दिल्ली मे

नित

नव-नव बाजार बनै छै दिल्ली मे

माय

-बहिन के लाज लुटे छै दिल्ली मे

सालो

भर वसंत रहै छै दिल्ली मे

जे

चाही सब मोल बिके छै दिल्ली मे

१.**राजदेव मंडल- सिर बिहून धड़**

२.कालीनाथ ठाकुर- **एक अभिशाप बापक पाप**

१



**राजदेव मंडल**

**सिर बिहून धड़**

गौँआ-घरुआ आओर बरियात

कियो नहि बुझि रहल अछि बात

किएक नहि वर कऽ रहल सिन्दूर दान

कि कियो कएलक हुनक अपमान

बराती सभ तोड़ए तान

केहेन अछि ओछहा खानदान

बन्न भऽ गेल अछि मंगल गान

सिनूर लेने ठाढ़

दूल्हा भेल अवाक

नाचि रहल अछि माथक चाक

फानि रहल सभ कातहिं कात

कन्याकेँ कहाँ अछि माथ

सिन्दूर कतए देल जाएत

देखतहि तँ सभ गोटे पड़ाएत

सिर बिहून धड़ बैसल अछि

मनमे संशय पैसल अछि

नहि अछि सौंथ नहि अछि मांग

पीने छह सभ गोटे भांग

कियो नहि देखि रहल अछि साइत

सिनूर कतए देल जाएत

बढ़ल जा रहल अन्हरिया राति

एक-दोसर दिशि रहल अछि ताकि

अकचकाइत

गौंआ पुछैत अछि

किएक रुसैत अछि

दूल्हा आर की लेताह

ओझा लेखे गाम बताह।

२

कालीनाथ ठाकुर

**एक अभिशाप बापक पाप**

पण्डितजी दण्डित भेलाह जखनहि कन्या पाँच

पूर्व जन्म के कर्म फल, वा विधिक कोनो ई जाँच।

विधिक कोनो ई जाच, यैह चर्चा भरि गामक

लाबथु नोट निकालि जत्ते सम्पत्ति छन्हि मामक।

पनही गेलन्हि खियाय, कतौ नहि बसिलनि गोरा

धन्यवाद क पात्र छथि "कलियुग" के घोडा।

सत, रज, तम, सभ व्यर्थ थीक शिक्षा शील स्वभाव

गुण एकहि अछि अर्थ गुण अवगुण अर्थाभाव

अवगुण अर्थाभाव भाव नहि अछि गुण रूपक

कन्या कारी , गोर , मूर्ख वा दिव्यस्वरूपक।

मायक दूध क दाम जोडि गनबओता टाका

पुत्र हुनक गामक गौरब से कहलथि काका

बीतल शुद्ध आषाढ के अगहन वैशाख।

पहिल कुलच्छन बुझलनि, जखनहि घुरि अयला सौराठ॥

घुरि अयला सौराठ हाट करथु बेचारे

विधिक लिखल के मेटल आब रहि जेता कुमारे॥

छोरलनि बीस हजार , लोभ मे तीस हजारक।

कए रहला गणना जोतखी, एहि साल बजारक

सुनलनि जखनि सुषेण सँ , दहेज निरोधी न्यूज

तखनहि जेना दिमाग केर ढिबरी भय गेल फ्यूज

ढिबरी भय गेल फ्यूज बराति कन्यागत दुनू

घटकैती के करत घटक केर हाल न सूनू

बर क हाथ कनिया बरियातीक हाथ हथकड,

सरियाी सभ करथु दौडबडहा कचहरी।

लूटन झा त लुटि गेला कए दूई कन्या दान

मोछ पिजौनहि रहि गेलाह करता की बरदान?

करता की बरदान चोट छन्हि नगदी नोटक

उजरल बरदक हाट प्रथम ई बात कचोटक

घटक राज केर संग करथु बरु तीर्थयात्रा

करथु मन्त्रणा गुप्त मुक्त भय सफल सुयात्रा

जाति जनौ बाँचत कोना? कुल मर्यादा मान

अन्तर्जाति ववाह में घोषित नकद ईनाम

घोषित नकद ईनाम संग सर्विस सरकारी

कहय शास्त्र ओ वेद मात्र द्विज छथि अधिकारी

करथु ग्रहण ककरो कन्या हो डोम चमारक

मन डोललनि पण्डित जी के जे उच्च विचारक

भेल मनन मन्थन बहुत, ई समाज केर पाप!!

की दहेज बन्ले रहत समाजक अभिशाप!!

समाजक अभिशाप ब्याज ई पूँजीवादक।

बेचि आत्मसम्मान स्वांग धरि कुल मर्यादक

सिद्धान्त नहि व्यवहारहु केर करू प्रदर्शन

तखनहि त भय सकत रोग उन्मूलन॥

१.  सत्यानंद पाठक, गुवाहाटी- आह! जाड चलि गेल! २.  दयाकान्त-ई छी मैथिल के पहचान

१

 सत्यानंद पाठक, गुवाहाटी

आह! जाड चलि गेल!

कहलखिन्ह बाबू साहब

त हुनक आह में देखलहुं

कतेक रास दुख

कतेक रास अफसोस

आ ओहि संग पसरल

बोतल सभ, बसिया थारी

जाहिमे कांट-कूश ओंघरायल

कहि रहल छल कथा जाडक

आह! जाड चलि गेल।

बाबू साहब कहलथिन्ह

जाड सन सोहनगर आर कुनो मौसम नहिं

घरे रहू सभ किछु अगा पाछा

घरक आगामे घूर

घरमे घुरक सामान

बस! बाबू साहब के की चाही।

दिन जखन

आंखि बन्न कऽलैत छलैक आ

चढैत रातिमे ठिठुरन

तेज भय जाइत छलैक तऽ

बाबू साहब गरमाए लगैत छलाह

आ जा धरि आंखि फुजल रहैत छलनि

देह गरमायल रहैल छलनि

आ दिन कऽ सेहो

ओहने हवा-बसात

ओहने करियौन मेघ

त दिन सेहो घरमे गरमायल रहैत छलैक

मुदा आई भोरे जखन

आंखि फुजलैन तऽ

नुकायल सूरज

भक्क दऽ सुझलैन।

आह! जाड चलि गेल।

चहकि उठल जकांताक बेटा

बेटी आ कनिया तखन

काजमे लागल छलथिन्ह

जकांताक बेटा

सूरज देखिते फुर्र सऽ घर सँ

निकलल।

माए-बहिन अचरजमे

ई छौंडा-एक मास सँ

घरमे छल दुबकल।

कोना फुर्ती आबि गेलै।

आ जकांताक बेटा

घर सँ सडक पर आबि

दुनू हाथ ऊपर उठा

कहि रहल छल

आह! जाड चलि गेल।

ई जाड ओहि जाड सँ बेसी

कनकनी वला छल।

दिन-राति एक्के

धस स अनवरत बहैत बसात।

तीरो सं चोख

सोझे जेना

छाती- पेट, पएर सँ होइत।

पंजरामे धंसि जाइत छलैक

बाबू साहबक दरवज्जा पर

अनवरत सुलगैत घूर दूरे सं देखि

संतोष करऽ पडैत छलैक।

जारनि सँ चूल्हि जडत

घूरक ले कतऽ सँ आयत

तऽ सांझ पडिते जखन

बसात तेज भऽ जाइत छलैक

दांत ठिठुरऽ लागैत छलैक

जकांताक बेटा

फलालैन केर फाटल गंजी सँ

उघरल देह कँ झांपक

प्रयास करैत चुल्हाक आगामे बैसल

मायक पांजडि सँ सटि जाइत छल।

पटिया पर देह के

संकोचने आ पटिया ओढने

जकांताक परिवार

बेढ वाला घरमे

एक दोसराके सटने राति काटि लैत छलैक

मुदा, जकांताक बेटा

अपन बाप सँ कहियो

ई पूछबाक साहस नहि केलक

जे अतेक जाडे ओ

अन्हरोखे दाऊन करऽ किएक

चलि जाइत छलैक

ओढय वाला पटिया तखन

से नहि भेटति छलैक।

मुदा आई-सभ खतम

किएक तऽ सुनू कहैत अछि

जकांताक बेटा

आह! जाड चलि गेल।

आह! जाड चलि गेल!

२

 दयाकान्त

ई छी मैथिल के पहचान

भरि दिन चुन-तम्बाकू खेsता

चिबबैत रहताऽ गुटका, पान

जम्हरे देखु थुकैत रहताऽ

मार्केट, ऑफिस हो वा मकान

ई छी मैथिल के पहचान

बात-बात पर झगरैत रहताऽ

नहि बजवाक कोनो ठेकान

एकबेर दोसर डपिट दैन तऽ

लगताह भिजल बिलारी समान

ई छी मैथिल के पहचान

गाम छोरि परदेश बसै छैथ

तखनो नहि दोसर सऽ मिलान

भरि दिन दोसरक निंदा करताऽ

टांग घिचाई मे सत्तत प्रधान

ई छी मैथिल के पहचान

मैथिलि बजवा मे परहेज करताऽ

नहि छैन दोसर भाषा के ग्यान

कह्बैंन ई शब्द एना बाजु तऽ

कहताऽ हम छी कोनो अकान

ई छी मैथिल के पहचान

अप्पन मेहनत लगन के बल सऽ

कऽ लैत छैत कंपनी मे नाम

परमोसन कऽ बेर मे सदिखन

नहि रहैत छैन बाँस सऽ मिलान

ई छी मैथिल के पहचान

सरकारी हो व गैरसरकारी

भेटत मैथिल उच्च स्थान

कोनो कजाक आस राखब तऽ

नहि होयत पुरा कुनु ठाम

ई छी मैथिल के पहचान

सफल प्रत्यासी के लिस्ट मे

सब सS आगु मिथिलाधाम

हिनक लगन, प्रतिभाक आगु

दैत अछि सब दंडप्रणाम

ई छी मैथिल के पहचान

नहि मैथिल ककरो सS पाछु

पाछु अछि मिथिलाक गाम

रहलै हमर भुगोल मे सदिखन

जिबछ, कोशी, कमला बालन

ई छी मैथिल के पहचान

हमर मैथिलि भाषा सन मिठगर

नहि अछि कोनो दोसर ठाम

आपस मे सब मैथिलि बाजु

चाहे लोक मुनैया कान

ई छी मैथिल के पहचान

१.विनीत उत्पल-पुष्कर २**मनीष झा "बौआभाई"**- **ऋतुपति बसंत (कविता)-**

१



विनीत उत्पल 1978-

आनंदपुरा, मधेपुरा। प्रारंभिक शिक्षासँ इंटर धरि मुंगेर जिला अंतर्गत रणगांव आ तारापुरमे। तिलकामांझी भागलपुर, विश्वविद्यालयसँ गणितमे बीएससी (आनर्स)। गुरू जम्भेश्वर विश्वविद्यालयसँ जनसंचारमे मास्टर डिग्री। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्लीसँ अंगरेजी पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्लीसँ जनसंचार आऽ रचनात्मक लेखनमे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। नेल्सन मंडेला सेंटर फॉर पीस एंड

कनफ्लिक्ट रिजोल्यूशन, जामिया मिलिया इस्लामियाक पहिल बैचक छात्र भS सर्टिफिकेट प्राप्त। भारतीय विद्या भवनक फ्रेंच कोर्सक छात्र। आकाशवाणी भागलपुरसँ कविता पाठ, परिचर्चा आदि प्रसारित। देशक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे विभिन्न विषयपर स्वतंत्र लेखन। पत्रकारिता कैरियर- दैनिक भास्कर, इंदौर, रायपुर, दिल्ली प्रेस, दैनिक हिंदुस्तान, नई दिल्ली, फरीदाबाद, अकिंचन भारत, आगरा, देशबंधु, दिल्ली मे। एखन राष्ट्रीय सहारा, नोएडा मे वरिष्ट उपसंपादक।

**पुष्कर**

पुष्करक घाटपर बैसल

ओहि साँझ पोखरिकेँ निङहारैत

लोक-वेदक मुद्राकेँ देखैत

वेदपुराण, वाल्मिकी रामायण आ

महाभारत मनमे घुमैत

एक-एक दृश्य मनकेँ उमंगित करैत रहैत

एहि ठाम ब्रह्म यज्ञ कईने छलाह

एहि ठाम भगवान राम पिता दशरथक श्राद्ध कएलन्हि

एहि ठाम श्रीकृष्ण दीर्घकाल धरि तपस्यामे लीन छलाह

एहि ठाम सुभद्राक अपहरण कऽ अर्जुन विश्राम कएने छलाह

चारू दिस अरावलीक पहाड़

सहृदय नाग पर्वतमालाक आंचरमे

बावन घाटक ई सरोवर

कतेक खिस्सा अपनामे

समेटने अछि

अगस्त्य, भतृहरि,

जमदाग्नि ऋषि

विश्वामित्र, कपिल

आ कण्व मनीषीक

तपस्या आ यज्ञ स्थली अछि

ई तीर्थराज पुष्कर जयपुर घाटसँ

सूर्यास्तक दृश्य

रामानुज संप्रदायक विशाल बैकुंठ मंदिरकेँ तारैत

आदि शंकराचार्यकेँ मन पाड़ैत

मन प्रफुल्लित आ उद्वेलित भऽ जाइत अछि

पुष्करक हवा-बसात, मंदिर आ घाटक दृश्य

गोकुलचंद पारेखक कएल जीर्णोद्धार मंदिर

आ आदि शंकराचार्यक स्थापित कएल ब्रह्माजीक मूरूत

एतए आबए बला लोककेँ मोन पाड़ैत अछि

कहबी 'सारे तीरथ बार-बार, पुष्कर तीरथ एक बार'

२.

**मनीष झा "बौआभाई"**

**ऋतुपति बसंत (कविता)-**

स्वागत अछि हे ऋतुपति बसंत

वर्णनीय छी अहाँ अनंत

स्वागत अछि हे ऋतुपति बसंत

नवपल्लवक संग सुशोभित

मज्जर देखि होइत मनमोहित

बाट बटोही सहजहि आकर्षित

गाबथि वर्णन ऋषि-मुनि-संत

स्वागत अछि हे ऋतुपति बसंत

वीणा वादिनी देलन्हि प्रवेश

वरमुद्रा में हरलन्हि क्लेश

ऋतुराजक छन्हि गुण विशेष

गुण वखानक कोनो ने अन्त

स्वागत अछि हे ऋतुपति बसंत

मधुर सुगंध पसारैत महुआ

टिप-टिप झहरैत आमक मधुआ

गँहुमक खेतक हरियर बथुआ

तीसी सरिसव बनल महंथ

स्वागत अछि हे ऋतुपति बसंत

रंग अबीरक संग में होली

बूढ सियानक अलगहि टोली

नेना भुटकाक टुनटुन बोली

माटि लेटायल छोटका जन्त

स्वागत अछि हे ऋतुपति बसन्त

कुहू-कुहू कोइली गीत सुनाबय

मोर आ मोरनी पंख पसारय

बोल पपिहराक बड़ मन भावय

विहुँसैत "मनीष" निपोरैत दन्त

स्वागत अछि हे ऋतुपति बसन्त

१.**मो. गुल हसन-सभटा चौपट्ट भऽ गेल** २.**मनोज कुमार मंडल-बहीन**३.<u>कल्पना शरण-मिथिलाक तीला संकराति</u>

१

मो. गुल हसन, आई. कॉम, जन्म तिथि- 5. 01. 1964 ई., पिता- अब्दुल रशीद भरहुम, ग्राम, पोस्ट- बेरमा, जिला- मधुबनी

**सभटा चौपट्ट भऽ गेल**

बड़ मेहनतसँ खेती कएलहुँ

नीक-नीक धानक बीया लगेलहुँ

गोबर-छाउरकसँ खेत भरि हम

कादो कए हम धान लगेलहुँ

मुदा नहि जानि विधना कि लिखि देल....

की कहुँ भाय सभटा चौपट भऽ गेल।

धानक शान कहल नइ जाइ छल

हरियर कंचन धान लगै छल

तुलसी फूल-बासमतिसँ

गम-गम करैत हमर खेत भरल छल

मुदा, बाढ़िक चपेटमे सभ चल गेल

की कहुँ भाय सभटा चौपट भऽ गेल

कमला तँ मानि गेली

मुदा, कोशी बिगड़ल छल

आ भुतहीकँ तँ बाते नहि करु

जेना सोझहे ओ उलटल छल

नहरक पानि आ वर्षा मिलि

दुनू खेलल ऐहन खेल

की कहुँ भाय सभटा चौपट भऽ गेल

सरकारक अभियान चलल

नेता सभ केलनि पहल...

एक हजार रुपैआ आ एक क्वीन्टल अनाज

देव से सुनि मनमे राहत तँ जरुर भेटल,

मुदा हे, अढ़ाइये सए रुपैआ पचीसे किलो चाउर

एतनेपर ओहो ब्रेक लागि गेल

की कहुँ भाय सभटा चौपट भऽ गेल

लिखैत ई बात गुल हसन कहैए की कहुँ भाय.....

आब हमरा किछु नहि फुरैए...

किऐक तँ हेँ

केलहा-धेलहा तँ सभटा पानिमे चल गेल

की कहुँ भाय सभटा चौपट भऽ गेल।

२



**मनोज कुमार मंडल**

**पिता- श्री भगवान दत्त मंडल**

**शैक्षणिक योग्यता- ग्राम, पोस्ट- बेरमा**

**बहीन**

जखन बहीन अहि घर जनम लेल,

लार-प्यार व स्नेहक बरखा केलहुँ

स्नेहक पुतला बना हम हृदयक मंदिरमे बैठाउल

जखन स्नेह यौवन छूलक

दुनियाँ कहैछ जाइछथि ई

हम पुछलहुँ की कहैत छी?

सबहक बहीन जाइ छाथि।

आँखिमे पानि व्यथित हृदयसँ

हम बाजल- 'जो बहिन तू अपन घर,

जतए खुशीसँ भरल बाग होउ

दुखक छाँह तोरा नहि भेटउ

स्नेहक जतए राज होउ,

कहैत-कहैत आँखिसँ गिरल

पानिक दू गोट बून्न

लोक सहृदए कहलक- 'भुलि जाओ अहाँ

हम पुछलहुँ की कहैत छी?

सबहक बहीन जाइ छथि।

महिना बीतल, बरखक बरख बीतल

हमहुँ जेना भुलि जेँका गलहुँ

नव बन्धनमे बान्हि हम

मायामे समाए गेलहुँ

जखन कहियो मन परल पुरने स्नेह उमैर परल,

स्नेहक मोटरी बानिह पहुँचलहुँ

लोग कहलक- 'भुलि जाओ अहाँ

हम पुछलहुँ की कहैत छी?

सबहक बहीन जाइ छथि।

डोली लागल बरात साजल छल,

सबहक आँखि नोरसँ भरल छल

पग भारी छल,

आगू डोली, पाछु बरात छल

हम पुछलहुँ केहन ई उत्सव?

सभ कहलक- भूहल जाओ अहाँ

हम.......

३

कल्पना शरण

मिथिलाक तीला संकराति

भोरहरबामे नहायक छल योग

घूर तापैत चुड़लायक भोग

माय बाप सऽ तील बहबाक

बात कऽ लेल स्वाद तीलबाक

सप्ताह भरि सऽ तैयारी रहल

घरमे सोन्हगर गंध छल भरल

सूर्य मकर राशिमे प्रावेश लेल

सालक प्रारम्भ पाबनि सऽ भेल

दिनमे भेल खिचड़ीक महाभोज

अन्न दान लेल पंडितक खोज

पकवानक ढ़ेर भेल जहन राति

इर् छल मिथिलाक तीला संकराति

## बालानां कृते-

१. जगदीश प्रसाद मंडल-किछु प्रेरक प्रसंग २. देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स) ३.कल्पना शरण-देवीजी

१.जगदीश प्रसाद मंडल

किछु प्रेरक प्रसंग

41 धर्मक असल रुप

श्रावस्तीक सम्राट चन्द्रचूड़ कऽ अनेक धर्म आ ओकर प्रवक्ता सभ स नीक लगाव छलनि। राज-काज स जे समय बचनि ओकरा ओ धर्मेक अध्ययनो आ सत्संगे मे बितबथि। ई क्रम बहुत दिन स चलि अबैत

छल। एक दिन ओ असमंजस मे पड़ि गेला। मोन मे एलनि जे जखन धर्म मनुक्खक कल्याण करैत अछि तखन एतेक मतभेद एक दोसर प्रवक्ता मे किऐक अछि?

अपन समस्याक समाधानक लेल ओ (चन्द्रचूड़) भगवान बुद्ध लग पहुँचलाह। ओहिठाम ओ अपन बात बुद्ध कऽ कहलखिन। चन्द्रचूड़क बात सुनि बुद्धदेव हँसै लगलखिन। सत्कारपूर्वक हुनका ठहरै ले कहि दोसर दिन भिनसरे समाधानक बचन देलखिन। एकटा हाथी आ पाँच टा आन्हर ओ जुटौलनि।

दोसर दिन भिनसरे तथागत (वुद्धदेव) चन्द्रचूड़ कऽ संग केने ओहि हाथी आ अन्हरा लग पहुँचलथि। एकाएकी ओहि अन्हरा सभ के हाथी छुबि ओकर स्वरुप बुझबै ले कहलखिन। बेराबेरी ओ अन्हरा सब हाथी कऽ छुबि-छुबि देखै लगल। जे जे अंग हाथीक छुलक ओ ओहने स्वरुप हाथीक बतबै लगलनि। क्यो खूँटा जेँका त क्यो सूप जेँका त क्यो डोरी जेँका त क्यो टीला जेँका कहलकनि।

सभक बात सुनि तथागत (बुद्ध) चन्द्रचूड कऽ कहलखिन- राजन!

सम्प्रदाय अपन सीमित क्षमताक अनुरुप धर्मक एकांकी व्याख्या करैत अथि। अपन-अपन मान्यताक प्रति जिद्द धऽ अपने मे सब लड़ैत छथि। जहिना एक्केटा हाथीक स्वरुप पाँचो अन्हरा पाँच रंगक कहलक तहिना धरमोक व्याख्या करैवला सभ करैत छथि। धर्म त समता सहिष्णुता उदारता आ सज्जनता मे सन्निहित अछि।

42 सौन्दर्य

संगीतकार गाल्फर्ड लग पहुँच एकटा शिष्या अपन मनक व्यथा कहै लगलनि। कुरुपताक कारणे संगीतक मंच पर पहुँचते मन मे अवै लगैत अछि जे आन लड़कीक अपेक्षा दर्शक हमरा नापसन्द कऽ हँसी उड़बैत अछि। जहि स सकपका जाइ छी। गबैक जे तैयारी केने रहै छी ओ नीक जैँका नहि गाबि पबै छी। ओइह गीत घर पर बढ़ियाँ जैँका गबै छी मुदा मंच पर पहुँचते की भऽ जाइत अछि जे हक्का-बक्का भ जाइ छी।

ओहि शिष्याक बात सुनि गाल्फर्ड एकटा नमगर-चैड़गर अयना ल आगू मे रखि गबैक विचार दैत कहलखिन- अहाँ कुरुप नहि छी जना मन मे होइ अए। गीति गौनिहारि केँ स्वरक मिठास हेबाक चाही। जकरा कुरुपता स कोनो संबंध नहि छैक। जखन भाव-विभोर भऽ गायब तखन अहाँक आकर्षण बढ़ि जायत। केयो सुनि निहार कुरुपता पर ध्यान नहि द स्वर पर ध्यान देत। जहि स मनक हीनता समाप्त भऽ जायत आ आत्म-विश्वास बढ़ि जायत।

फ्रान्सक वैह गायिका मेरी वुडनाल्ड नाम स प्रख्यात भेलीह।

43 स्तब्ध

दोसर विश्वयुद्ध समाप्त भ गेलैक। इंगोएशियन (आंग्ल-रुसी) संधि पर हस्ताक्षर करैक लेल चर्चिल मास्को अयलाह। संधि पर हस्ताक्षरो भऽ गेलैक। मास्को छोड़ै स एक दिन पहिने अनायास स्तालिन आ मोलोटोव चर्चिल लग पहुँच कहलकनि- लड़ाई-उड़ाई त बहुत भेल। नीक समझौतो भऽ गेल। काल्हि अहाँ जेबो करब तेँ आइ थोड़े मौज-मस्ती क लिअ। हमरा ऐठाम चलि भोजन करु।

स्तालिनक आग्रह सुनि चर्चिल मने-मन सोचै लगलथि जे महान् तानाशाह स्तालिन नौत देबए अयलाह आइ जरुर किछु अद्भुत वस्तु देखैक मौका भेटत। चर्चिल नौत मानि स्तालिनक संग विदा भेलाह। रास्ता मे सिपाही सब अभिवादन करनि। थोड़े दूर गेला पर एकटा पीअर रंगक दुमहला मकानक आगू मे कार रुकल। सभ केयो उतड़लथि। स्तालिनक संग चर्चिल मकानक भीतर गेला। भीतर जा चर्चिल कऽ बैसबैत स्तालिन कहलखिन- ऊपरका तल्ला मे लेनिन रहैत छलाह। ओ गुरु छथि तँ ओहि तल्लाक उपयोग हम नहि करै छी। ओ म्युजियम बनल अछि। निच्चा मे तीनि टा कोठरी अछि एकटा मे दुनू परानी रहै छी। दोसर मे बेटी रहैत अछि आ तेसर मे पार्टी सदस्यक लेल बैठकी बनौने छी।

स्तालिनक बात सुनि चर्चिल छगुन्ता मे पड़ि गेलाह जे जाहि तानाशाहक डरे पूँजीवादी जगत थरथराइत अछि ओहि तानाशाहक रहैक व्यवस्था ऐहने छैक। मने-मन सोचैत चर्चिल गुम्म रहथि कि स्तालिन कहलकनि- थोड़े काल हमरा छुट्टी दिअ। भोजन बनबै जाइ छी।

ई सुनि चर्चिल अचंभित होइत पूछलखिन- अपने भानस करै छी? भनसिया नहि अछि?

मुस्कुराइत स्तालिन उत्तर देलखिन- नहि। अपने दुनू परानी मिलि भानस करै छी।

स्तालिनक बात सुनि चर्चिल हतप्रभ होइत कहलखिन- बड़ बढ़ियाँ। आइ घरेवाली कैँ भानस करै कहिअनु। अहाँ गप-सप करु।

हम लाचार छी। पत्नी घर पर नहि छथि। ओ पाँच बजे कपड़ा मिल स औतीह।

चर्चिल स्तब्ध भऽ गेलाह।

44 एकता

एकटा पैघ भवनक निर्माण होइत छलैक। निर्माणस्थल लग एक भाग पजेबा दोसर भाग बालू तेसर लकड़ी सीमेंट चून इत्यादि जमा छल। ढ़ेरी स पजेबा बाजल- अकास ठेकल कोठा हमरे स बनत तेँ कोठाक श्रेह हमरे भेटक चाही।

पजेबाक बात सुनि सिमटी आ बालू प्रतिवाद करैत कहलकै- तोँ झूठ बजै छँ। तोरा इ नहि बुझल छौ जे एक स दोसर पजेबाक बीच जँ हम नहि रहबौ त तू ढ़नमनाइते रहमे। संगे तोरा इहो नइ बुझल छौ जे जत्ते दूर तक तोँ जेमे तत्ते दूर तक हमहू संगे जेबौ आ तोरो स ऊपर हमही सुइत क रक्षो करबौ।

बालू आ सिमटीक बात सुनि खिड़की आ केवाड़िक लकड़ी तामसे थरथराइत कहलकै- तोरा तीनू बूते बर हेतौ त देबाल बनि जेमे मुदा बिना हमरे ने छत बनि सकमे आ ने मुह-कान चिक्कन हेतौ। जाबे हम नइ रहबौ ताबे कुत्ता-बिलाईक घर रहमे।

सब सामानक बीच कटौज चलैत छल। कारीगर चाह पीबि बीड़ी सुनगेलक। बिड़ियो पीबैत छल आ मने-मन हँसबो करैत छल। जखन भरि मन बीड़ी पीलक मूड साफ भेलै तखन तीनू कऽ चुप करैत कहलक- अगर तू सब मिलाने क लेमे तइ से की हेतौ? जाबे हम नहि इलम स तोरा सबके बनेवौ ताबे ओहिना माटि पर पड़ल रहमे। कौआ-कुकुड़ आबि-आबि गंदा करैत रहतौ।

सभक विचार सुनि निर्णय करैत भवन कहलकै- अपना-अपना जगह पर सबहक महत्व छौ। मुदा जाबे एक-दोसर स मेल क कऽ नहि रहमे तावे भवन नहि कहेमे। वहिना पजेवा सिमटी चून लकड़ी रहमे। तेँ अपन-अपन बड़प्पन छोड़ि मिलानक रास्ता पकड़ जहि स कल्याण हेतौ।

45 विधवा विवाह

राजस्थानक इतिहास मे हठी हम्मीरक विशेष स्थान अछि। ओ ऐहन जिद्दी छल जे जकरा उचित बुझैत छलैक ओ वैह करैत छल। भले ही कतबो विरोध आ निन्दा किऐक ने होय। जखन हम्मीर विआह करै जोकर भऽ गेल तखन विआहक चरचा शुरु भेल। विद्यार्थिये (छात्रे) जीवन मे हम्मीर विधवाक दुर्दशा क गहराइ स अध्ययन केने छल। पढ़ैऐक समय संकल्प क नेने छल जे हम विधवे औरत स विआह करब। हम्मीरक विआहक चरचा पसरलै। मुदा हम्मीर एकदम संकल्पित छल जे विधवे स विआह करब। कुटुम परिवार सब हम्मीर पर बिगड़ै मुदा तकर एक्को पाइ गम नहि। पंडित सभक माध्यम स परिवारबला कहबौलक जे विधवा अमंगल सूचक होइत तेँ ऐहन काज नहि करक चाही। मुदा हम्मीर ककरो बात सुनै ले तैयारे नहि।

एकटा बाल-विधवा क हम्मीर देखलक। विधवा देखि हृदय पसीज गेलै। तखने ओहि विधवा के हम्मीर कहलक- हम अहाँस विआह करब। भले ही परिवारक कतबो विरोध हुअए।

हम्मीरक बात सुनि विधवा खुशी स अह्लादित भ उठल। हम्मीर विआहक दिन तय क कुटुम्ब-परिवार आ पुरहित-पंडित केँ छोड़ि अपन संगी-साथी आ सैनिक सभ कऽ संग केने जा विआह कऽ लेलक।

जखन हम्मीर मेवाड़क शासक बनल तखन सभ विरोधी सहयोगी बनि गेलैक। पंडित सब घोषणा केलक- विधवा नास्ति अमंगलम्।

46 देशसेवाक व्रत

सुभाषचन्द्र बोस बच्चे रहथि। एक दिन राति मे माए लग स उठि निच्चा मे सुतै लगला। बेटा कऽ निच्चा मे सुतैत देखि माए पुछलखिन जे ऐना किऐक करै छी?

सुभाष जबाव देलखिन- माए! आइ स्कूल मे मास्टर साहेब कहने छेलखिन जे हमर पूर्वज ऋृषि मुनि जमीने पर सुतबो करथि आ कठिन मेहनतो करैत छलाह। हमहू ऋृषि बनव। तैँ कठिन जिनगी जीवैक अभ्यास शुरु कऽ रहल छी।

सुभाषचन्द्रक पिता जगले रहथिन। सब बात सुनि सुभाष कैँ पिता कहलखिन बेटा! जमीने पर सुतब टा पर्याप्त नहि होइत। एहिक संग ज्ञानोक संचय आ मनुक्खोक सेवा आवश्यक अछि। आइ माइये लग सुति रहू जखन नमहर हैब तखन तीनू काज संगे करब।

सिर्फ शिक्षकेक बात नहि पितोक बात कैँ सुभाष गिरह बान्हि लेलनि। आई. सी. एस. केलाक उपरान्त जखन नोकरीक बात सोझा मे एलनि तखन ओ (सुभाष) कहलखिन- हम जिनगीक लक्ष्य तय कऽ नेने छी। नोकरी नहि करब। मातृभूमिक सेवा करब।

47 आत्मबल

फ्रान्सक कथा थिक। रास्ता बगलक पहाड़ी पर बैसि एक गोटे अपन जुत्ता मरम्मत करबैत रहथि। एकटा ढ़ेरबा बच्चा जुत्ता मरम्मत करैत छल। ओहि बच्चाक बगए-बानि स गरीबी झलकैत रहए। मुदा आत्म-बल आ लगन मजगूत छलैक। जुत्ता मरम्मत करा ओ आदमी एक रुपैया पारिश्रमिक दऽ चलै लगल। मुदा माएक बिचार ओहिना ओहि बच्चाक हृदय मे जीबैत छल। बच्चा अपन उचित पाइ काटि बाकी घुमाबए लगल। ओ महानुभाव (जूत्ता मरम्मत करौनिहार) सब पाइ राखि लइ ले कहलक। बच्चा कहलक- हमर जतबे उचित मजूरी हैत ओतबे लेब। माए कहने छथि जे जतबे श्रम करी ओतबे मजूरी ली।

बच्चाक बात सुनि ओ गुम्म भ आहि बच्चा कँ ऊपर स निच्चा घरि निंग्हारै लगल। वैह बच्चाक फ्रान्सक राष्ट्रपति दगाल भेलाह।

48 स्वाभिमान

स्कूलक पढ़ाई समाप्त क सुभाष चन्द्र बोस कओलेज मे नाओ लिखाओल। ओहि कओलेज मे अंग्रेजीक शिक्षक अंग्रेज छल। नाम छलनि सी.एफ. ओटन। ओहुना सत्ता मे रहनिहारक बोली जनताक बोली स भिन्न होइत। मुदा ओटन मे आरो बेसी रोब छलैक। बात-बात मे ओ (ओटन) भारतीय जिनगीक मजाक उड़बैत। भारतवासीक जिनगीक प्रति घृणा पैदा करब ओ अपन बहादुरी बुझैत छल।

सुभाष बाबू कँ ओटनक व्यवहार पसिन्न नहि होइन। मुदा विद्यार्थी रहने मन भसोसि क रहि जाथि। एक दिन वर्गे मे सुभाष बैसल रहथि। ओटन भारतबासीक प्रति व्यंग्य करै लगल। व्यंग्य सुनि सुभाषक हृदय मे आगि धधकै लगलनि। क्रोधे ओ बेकाबू भऽ गेलाह। अपन जगह स उठि आगू बाढ़ि ओटनक गाल मे कसि कऽ दू थापर लगबैत कहलखिन- भारतवासी मे अखनो स्वाभिमान जीवैत छैक। जँ क्यो एहि बात क बिसरि चुनौती देत त एहिना मारि खायत।

49 कलंक

गामक कोन लेखा जे पचकोसीक लोक किसुन भाय कँ इमानदार बुझैत छनि। ओना ओ एकचलिया लोक छथि जबकि गामो आ परोपट्टाक लोक बहुचलिया। तँ किसुन भाय कऽ जत्ते प्रशंसा होइत ओतवे निन्दो। ओना ज्ञान-अज्ञानक बीच सुख-दुखक बीच धरम-पापक बीच उत्थान-पतनक बीच प्रशंसा-निन्दाक बीच त पहिनहि स संघर्ष होइत आयल अछि। मुदा किसुन भाय अनकर प्रशंसा-निन्दा क ओते महत्व नहि दैत जत्ते अपन सैद्धान्ति जिनगी क। अपन जिनगीक रास्ता पर सदिखन सचेत रहैत छलथि। कैक दिन एहेन होइत जे किसुनभाइक बिचार स अलग सैँसे गामक लोकक विचार होइत। मुदा तेकर एक्को पाइ गम हुनका नाहि। अपन रास्ता पर ओ असकरो निरभिक स ठाढ़ रहैत छलाह। मुदा बिचार बदलैक लेल तैयार नहि होथि।

जिनगीक आरंभे किसुन भाय खेती स केलनि। खेत त बहुत नहि छलनि मुदा जतबे छलनि तहि स मेहनतक बले परिबार चला लथि। बाढ़ि रौदी आ आरो-आरो प्राकृतिक आफत तथा उपद्रव जैँका मानवीय

